ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' १०४ म अंक १५ अप्रैल २०१२ (वर्ष ५ मास ५२ अंक १०४)

वि दे ह *विदेह Videha*

***বিদেহ* [http://www.videha.co.in](http://www.videha.co.in)** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly ejournal नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script

**Roman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi**

*ऐ अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**

२. गद्य

२.१.जगदीश प्रसार मण्डलक दीर्घकथा- फाँसी

२.२.राजदेव मण्डलक उपन्यास हमर टोल- पछिला खेपसँ आगू

–

२.३.डॉ. कैलाश कुमार मिश्र- इंद्रधनुषी अकास

–

–

२.४.१.अतुलेश्वर- सगर राति दीप जरए , आन्दोलन आ बभनभोज २.विनीत उत्पल आधुनिक मैथिली नाटक आ टुच्चा नाटककारक जातिवादी रंगमंचक अवधारणा/ साहित्य अकादेमी कथा गोष्ठी: सगर राति दीप जरय: एकटा बहन्ना/

३.पूनम मण्डल- आरती कुमारी आ सगर राति दीप जरय

४.आशीष अनचिन्हार- विदेह मैथिली समानान्तर रंगमंच/ जातिवादी रंगमंचक भाषाक बानगी

२.५.**१.**रवि भूषण पाठक- ओक्कर तोहर हम्मर सपना-२

२.६.अमित मिश्र- कथा - प्रेमक अंत

२.७.१.राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर'- घरमुहाँ- उपन्यास

अंश २.चंदन कुमार झा- बिहनि कथा- समय होत बलबान

२.८.सुजीत कुमार झा- साधना

–

३. पद्य

***३.१.१.******कामिनी कामायनी- काशीक घाट***

***२.******श्यामल सुमन***

***३.२.***१.नारायण झा २.जगदानन्द झा३.बेचन ठाकुर-वनभोज





**४. मिथिला कला-संगीत**१.वनीता कुमारी ३.  राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ४.  उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

-

**६.बालानां कृते**-बाल गजल  चंदन कुमार झा  डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह"-नेनपन (बालगीत)

–

**७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित** -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

Videha Radio





मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।

http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format

and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष

पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

ऐ बेर मूल पुरस्कार(२०१२) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन मूल मैथिली पोथी उपयुक्त अछि ?

Thank you for voting!

श्री राजदेव मण्डलक ‘‘अम्बरा’’ (कविता-संग्रह) 13.56%

श्री बेचन ठाकुरक ‘‘बेटीक अपमान आ छीनरदेवी’’(दूटा नाटक) 10.17%

श्रीमती आशा मिश्रक ‘‘उचाट’’ (उपन्यास) 6.44%

श्रीमती पन्ना झाक ‘‘अनुभूति’’ (कथा संग्रह) 5.42%

श्री उदय नारायण सिंह ‘‘नचिकेता’’क ‘‘नो एण्ट्री:मा प्रविश (नाटक) 5.42%

श्री सुभाष चन्द्र यादवक ‘‘बनैत बिगड़ैत’’ (कथा-संग्रह) 5.42%

श्रीमती वीणा कर्ण- भावनाक अस्थिपंजर (कविता संग्रह) 5.76%

श्रीमती शेफालिका वर्माक ''किस्त-किस्त जीवन (आत्मकथा) 7.8%

श्रीमती विभा रानीक ''भाग रौ आ बलचन्दा'' (दूटा नाटक) 6.78%

श्री महाप्रकाश-संग समय के (कविता संग्रह) 5.76%

श्री तारानन्द वियोगी- प्रलय रहस्य (कविता-संग्रह) 5.76%

श्री महेन्द्र मलंगियाक ''छुतहा घैल'' (नाटक) 7.12%

श्रीमती नीता झाक ''देश-काल'' (कथा-संग्रह) 6.44%

श्री सियाराम झा "सरस"क थोड़े आगि थोड़े पानि (गजल संग्रह) 7.12%

Other: 1.02%

ऐ बेर बाल साहित्य पुरस्कार(२०१२) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन मूल मैथिली पोथी उपयुक्त अछि ?

श्री जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ‘‘तरेगन’’(बाल-प्रेरक कथा संग्रह) 48.33%

श्री जीवकांत - खिखिरक बिअरि 26.67%

श्री मुरलीधर झाक ‘‘पिलपिलहा गाछ 23.33%

Other: 1.67%

ऐ बेर युवा पुरस्कार(२०१२)[साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन कोन लेखक उपयुक्त छथि ?

Thank you for voting!

श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक ‘‘अर्चिस’’ (कविता संग्रह) 24.49%

श्री विनीत उत्पलक ‘‘हम पुछैत छी’’ (कविता संग्रह) 7.14%

श्रीमती कामिनीक ‘‘समयसँ सम्वाद करैत’’, (कविता संग्रह) 6.12%

   

श्री प्रवीण काश्यपक ‘‘विषदन्ती वरमाल कालक रति’’ (कविता संग्रह) 5.1%

श्री आशीष अनचिन्हारक "अनचिन्हार आखर"(गजल संग्रह) 24.49%

श्री अरुणाभ सौरभक ‘‘एतबे टा नहि’’ (कविता संग्रह) 7.14%

श्री दिलीप कुमार झा "लूटन"क जगले रहबै (कविता संग्रह) 7.14%

श्री आदि यायावरक ‘‘भोथर पेंसिलसँ लिखल’’ (कथा संग्रह) 5.1%

श्री उमेश मण्डलक ‘‘निश्तुकी’’ (कविता संग्रह) 11.22%

Other: 2.04%

ऐ बेर अनुवाद पुरस्कार (२०१३) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे के उपयुक्त छथि?

Thank you for voting!

श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर) 35%

श्री महेन्द्र नारायण राम "कार्मेलीन" (कोंकणी उपन्यास श्री दामोदर मावजो) 12.5%

श्री देवेन्द्र झा "अनुभव"(बांग्ला उपन्यास श्री दिब्येन्दु पालित) 12.5%

श्रीमती मेनका मल्लिक "देश आ अन्य कविता सभ" (नेपालीक अनुवाद मूल- रेमिका थापा) 13.75%

श्री कृष्ण कुमार कश्यप आ श्रीमती शशिबाला- मैथिली गीतगोविन्द ( जयदेव संस्कृत) 11.25%

श्री रामनारायण सिंह "मलाहिन" (श्री तकषी शिवशंकर पिल्लैक मलयाली उपन्यास) 13.75%

Other: 1.25%

फेलो पुरस्कार-समग्र योगदान २०१२-१३ : समानान्तर साहित्य अकादेमी, दिल्ली

Thank you for voting!

श्री राजनन्दन लाल दास 54.1%

श्री डॉ. अमरेन्द्र 22.95%

श्री चन्द्रभानु सिंह 21.31%

Other: 1.64%

१. संपादकीय

जगदीश प्रसाद मण्डल- एकटा बायोग्राफी...गजेन्द्र ठाकुर द्वारा ........शीघ्र

आगू-

जगदीश प्रसाद मण्डल पाँच-छह बर्खक रहथि तखनेसँ भाइक संग स्कूल जाए लगला। गामेमे लोअर प्राइमरी स्कूनल, दू पाली स्कूलल चलैत छल। अखन तँ आठम धरिक पढ़ाइ हुअए लागल अछि तहिना एक शिक्षकसँ चलैत स्कूथल सेहो सतरह शिक्षक धरि

पहुँचि गेल अछि।

तँए कि शिक्षा अगुआ गेल? जिनगीक लेल सर्वांगीन विकास अनिवार्य अछि जँ से नै तँ ओ अपलांग-विकलांग भेल पड़ल रहत। सामान्य स्कूल-कओलेज तँ ठाम-ठीम बनल मुदा तकनीकी शिक्षाक विकास नै भेल। परिणाम बनि गेल अछि जे काजक दिशे बदलि गेल अछि। खैर जे होउ, मुदा आजादीक पहिनौं आ पछातियो बेरमा राजनीतिक, शैक्षणिक दृष्टिलसँ अगुआएल।

आजादीक आन्दो लनमे बचनू मिश्र उभड़ला। नवानी विद्यालयमे भनसियाक काज करैत रहथि। लिखनाइ तँ नै सीखि भेलनि मुदा वक्ता भऽ गेलाह। देशक प्रति ओहन समर्पित जे आजादीक दौड़मे तीन मास धरि भट्टे-बैगन बिना नूनक, उसनि-उसनि खा दिन-राति काज करैत रहलाह, आन्दोलन गाम-गाम पकड़नहि रहए।

काजेसँ इमानदारी सेहो अबै छै। १९३४ ई.क भूमकमक पछाति राशनक जे बँटवारा हुअए लागल, तइमे एतेक इमानदारीक परिचय मधेपुर थानामे देलनि जे समाजक सभ हुनका गाँधीजी कहए लगलनि। तइ संग आरो-ओरो रहथि। बेरमा पंचायत बनबैमे हुनकर योगदान बहुत रहलनि। जनसंख्याजक हिसाबसँ, ओइ समयक पंचायतक हिसाबसँ, बेरमा छोट पड़ैत रहए। सामाजिक बुनाबटि एहेन जे गाम-गामक बीच अपन-अपन संबंध। तँए के केकरा संग रहत, ई समस्याए।

मुदा दीप गामक नेतृत्वोक सहयोगसँ, जे अपन पंचायत काटि पंचायत बनबैमे सहयोग केलथि, पंचायत बनल।





पछाति बचनू मिश्रक दिमाग गड़बड़ा गेलनि। ओना अस्सीहसँ ऊपर बर्खक उमेरमे मुइलाह मुदा प्रभाव कमि गेलनि। ब्रेन प्रभावित होइक कारण दूटा भेलनि। पहिल पारिवारिक आर्थिक स्थिक्ति आ दोसर राजनीतिक क्षेत्रमे इमानदारीक अभाव। मुदा अंत-अंत धरि समाजकेँ जगबैत रहलाह।

जहिना राजनीतिक दृष्टिकसँ बेरमा गाम जागल तहिना शैक्षणिक दृष्टिससँ सेहो ई गाम अगुआएल रहल अछि। गाममे स्कूल कहिया बनल, एकर निश्चित तिथिक जानकारी तँ नै मुदा १९३४ ई. क भूमकममे विद्यालयक भीत खसल, ई जानकारीमे अछि। मुदा विद्यालयक जगह बदलि गेल। किएक तँ ओइ जगहकेँ जनमानस अशुभ बुझए लागल। ओना ओ स्थाभन गामक ब्रह्म स्थादन छी, शक्तिशाली जगह। अखन ओइ स्थाननमे बाल-बोधक आंगनबारी चलि रहल अछि। ओइठामसँ विद्यालय उठि लछमीकान्तक, रमाकान्त साहुक कचहरीमे चलि आएल। शुरूमे लकड़ीक खुट्टापर बाँसेक घर रहै, मुदा पछाति कचहरी निच्चाल सिमटी ईंटा ऊपर खढ़क घर बनौलनि। ओइ कचहरीमे १९५२ ई.क पहिल चुनावक केन्द्र सेहो बनल।

अखन विद्यालय तेसर स्थाचनपर अछि। जे जगह सरिसव-पाहीक प्रो. हेतुकर झाक छियनि। ओना ओ रजिस्त्रीमु करैले तैयार भेल छथि मुदा जमीन्दाररीक तेहेन ओझरौठमे पड़ल अछि जे हुनका

लिखले ने होइ छन्हि! बुढ़िया गाछीक नाओं जमीनक पड़ि गेल अछि। सम्प्र ति पंचायत भवन, आठमा धरिक स्कूतल, खंडहर रूपमे अस्परतालक घर आ भव्यु दुर्गास्थामन सेहो अछि।

अठारहम शताब्दीयक पूर्वार्द्धमे एकहरे खड़का मूलक परिवारमे पं. कंचन झा आ पं. बबुए झा वैदिक भेलाह। ओना ओइ समैमे अंग्रेजी शिक्षाक प्रचार-प्रसार नै भेल छल, मुदा संस्कृति शिक्षाक स्वाुर्णिम युग अवस्सा छल। स्वआर्णिम ऐ लेल जे सामाजिक ढाँचा, किछु बिच्छृवंखला छोड़ि, वैदिक पद्धतिसँ चलैत छल। आस्ते-आस्ते बिच्छृमंखला बढ़िते गेल। पछाति अंग्रेजी शिक्षाक प्रभाव सेहो खूब पड़ल।

पं. कंचन झाक बालक पं. भुटाइ झा प्रसिद्ध गेठरी झा ख्यातति प्राप्तद वैदिक भेलाह। दरभंगा राजसँ सात सए बीघा जमीन लाखेराज ब्रह्मोत्तर रूपमे भेटल छलनि। ओइ समैमे किनको ताधरि पंडितक बीच स्थानि नै भेटनि जाधरि ओ काशीसँ पढ़ि नै अबैत छलाह।

पं. चित्रधर ठाकुर हुनके घरक भगिनमान परिवार। पंडित चित्रधर ठाकुरकेँ तीन बालक, पं. जयनाथ ठाकुर, पं. तेजनाथ ठाकुर आ पं. खर्गनाथ ठाकुर। तीनू पंडित मुदा जेठका भाय खेती करैत किसान बनि गेलाह आ बाकी दुनू भाँइ पं. तेजनाथ ठाकुर आ पं. खर्गनाथ ठाकुर काशीसँ पढ़ि एलाह। उच्चचकोटिक श्रेणीमे गिनती छलनि। पंडित तेजनाथ ठाकुर जीवन-पर्यन्तर लोहना संस्कृथत

विद्यालयमे सेवा देलनि। तेकर पछाति परिवारमे पं. गौरीनाथ ठाकुर, अनिरूद्ध ठाकुर आ सुन्दरर ठाकुर भेलखिन। शरीरसँ अबाह रहने पं. सुन्द र ठाकुर वैद्यक रूपमे गामे वैद्यागिरी करैत रहलाह। पं. अनिरूद्ध ठाकुर व्या करणक पंडित। सीतामढ़ी जिलाक विद्यालयमे जिनगी भरि सेवा देलनि।

अखन धरि दुइये परिवारक चर्च भेल अछि मुदा एतबे नै अछि। पं. कामेश्वर झा, जे खगड़िया विद्यालयक संग दीप महाविद्यालयमे सेहो सेवा देलनि। वेद-व्या करणक प्रकाण्ड पंडित छलाह। पंड्तित चण्डे श्वर झा अरड़िया मध्यि विद्यालयक संस्थावपित शिक्षक बनि अधवयसेमे मरि गेलाह।

पंडित उपेन्द्रम मिश्र सभसँ भिन्न छलाह। एक संग ज्यो।तिष, वेद व्या करण, साहित्य क विशेष ज्ञाता छलाह। कतेको महाविद्यालयमे सेवा दैत शरीर तियाग केलनि। सभसँ भिन्न ओ ऐ अर्थमे छलाह जे कोनो महाविद्यालयमे अधिक दिन नै टिक पबैत छलाह। सालक भीतरे किछु ने किछु खटपट भइये जाइत छलनि। जखने खटपट होइत छलनि, सोझे घरमुँह विदा भऽ जाइत छलाह। मुदा गामो एलापर केकरो किछु कहैत नै छलखिन। कियो पुछबो ने करनि जे ओहिना एलौं आकि झगड़ा-दान कऽ कऽ एलौं। अद्भुत गुण छलनि जे अपने-आप विमर्श करैत, समए संग अपन कर्त्तव्याकेँ छुटैत देखि दोसर महाविद्यालय दिसि विदा होइत छलाह। खराम छोड़ि पएरमे कहियो जूत्ता-पप्पसल नै पहिरलनि। परोपट्टाक विद्वानक बीच अपन





पहिचान छलनि, जइसँ कोनो विद्यालय, महाविद्यालयमे स्वारगत रहैत छलनि।

पंडित उदि्त नारायण झा, जे गोल्डसँ सम्माभनित छलाह, शिक्षण कार्य छोड़ि दोकानदारी व्यववसाय कँ अपन जीविका बनौलनि। परिवारक स्थिणित खराब छलनि। बिनु उपारजने चलैबला नै छलनि। मुदा किछुए दिनक मेहनतिक फल नीक भेटिलनि। जीवन-यापन करैत बीस बीघा जमीन परिवारमे बनौलनि।

पं. रामनारायण झा व्यासकरणक ज्ञाता छलाह। शरीरसँ पुष्ट रहने शुरूमे पुलिसक नोकरी शुरू केलनि, मुदा विदेशी शासनक उठैत विरोधमे नोकरी छोड़ि शिक्षण कार्यमे चलि एलाह। बेसिक स्कूरल घोघरडिहामे प्रवासी जीक संग रहि सेवा देलनि।

गामक स्कूलिसँ १९५६ ई.मे जगदीश प्रसाद मण्डल निकलला। गामसँ सटले पूब कछुबीमे मिड्ल स्कूवल बनि गेल छल। तइसँ पहिने पाँचमा धरिक स्कू ल छल। मिड्ल स्कूपल अलग बनल। ओना अखन दुनू मिलि एक भऽ गेल अछि मुदा पहिने दुनू अलग-अलग छल। पाँचमा धरि फीस नै लगैत छल मुदा छठा-सातमामे अढाइ रूपैआ महीना फीस लगैत छल।

१९६० ई.मे मिड्ल स्कूछलसँ निकलि केजरीबाल हाइस्कू-ल झंझारपुरमे नाओं लिखेलनि। बेरमाक विद्यार्थी तमुरियामे हाइ स्कू ल आ झंझारपुरो हाइ स्कूसलमे साले-साल विभाजित होइत रहैत छल। कारणो रहै। जइ रूपक शिक्षकक टीम झंझारपुरमे छल

ओइ तरहक टीम तमुरियामे नै छल। तमुरिया हाइ स्कू लमे एक-आध शिक्षक साले-साल जाइत-अबैत छलाह जखन कि झंझारपुरमे से नै छल, जइसँ झंझारपुरकेँ नीक मानल जाइत छल। जहिना गामक आन-आन विद्यार्थी पएरे जाइत-अबैत छलाह तहिना ईहो जाइत-अबैत छला। किछु गोटे होस्ट लोमे रहैत छला। सालो भरि किछु नै किछु असुविधा रहिते छलनि। ओना अखनो किछु-किछु छन्हिये। सालो भरि ऐ तरहेँ रहै छल।

अगहनसँ माघ धरि दिनो छोट होइए, मुदा विद्यालयक समए छोट नै होइत छल। काजक अनुकूल समए भेटने दिन-रातिमे अन्तहर भलहिं नै बूझि पड़ैत छै, मुदा गाम-घरक लेल तँ ई कठिन अछिये। मौसमी छुट्टीक नाओंपर दिसम्बरमे बड़ा दिनक छुट्टी आठ-दस दिन होइत छल, जे परीक्षोपरान्तक आ रिजल्टकसँ पूर्व होइत छल।

गरमियो मासमे असुविधा तँ तहिना मुदा ओ असुविधा दोसर तरहक होइत छल। ओना एकरा आम खाइक छुट्टी सेहो कहल जाइ छै मुदा ग्रीष्मातवकासक नाओं सेहो छै। नमगर छुट्टी, मास दिनक होइत छल। नीक परिवारक विद्यार्थीकेँ अनुकूल वातावरण रहने दोहरी लाभ होइत छलनि, साधारण परिवारक विद्यार्थी आम खाइत-खाइत आधा-छिधा बिसरि जाइत छला। शैक्षणिक वातावरण स्पाष्टर रूपमे विभाजित भऽ जाइत छल। जहिना जाड़क मास बरेड़ी छुबैत

अछि तहिना गरमियो गाछक फुनगी छुबैत अछि। जइसँ अप्रील माने चैत सँ ताधरि विद्यालय भिनसुरका होइत छल जाधरि गर्मी छुट्टी नै भऽ जाइत छल।

तमुरिया हाइ स्कूरल आ झंझारपुर हाइ स्कैूलमे इहो अंतर छल जे आधा घंटा आगू-पाछू खुजबो करैत छल आ बन्नो होइत छल। कारणो छलैक कमला पछिमक गाम मेंहथ, नरूआर आदिसँ लऽ कऽ पूबमे बेरमा धरि आ गंगापुर खरबाइरसँ लऽ कऽ अलपुरा-अरड़िया धरिक विद्यार्थी झंझारपुरमे पढ़ैत छलाह। नमहर क्षेत्र तँए विलम्बससँ स्कोूल खुलैत छल। साढ़े एगारह बजे विद्यालयमे छुट्टी होइत रहए। तखन पान-सात मील पएरे चलब कठिन छल। ओना ई बड़ कठिन नै किएक तँ बेरमाक विद्यार्थी पएरे चलि लोहनो विद्यालयसँ पढ़ने छलाह। तहिना बर्खा मासमे सेहो होइत छल। कखन पानि-विहाड़ि आबि जाए, तेकर कोनो ठीक नै। तहूमे कतेकाल बरिसत तेकरो ठेकान नै। खैर जे हो.....।

केजरीवाल हाइ स्कूछल झंझारपुरमे १९६३ ई.मे हायर सेकेण्ड्रीकक पढ़ाइ शुरू भेल। मुदा थोड़े पेंच लागि गेलै। कला-विज्ञान आ वाणिज्यि तीनूक पढ़ाइ होइत छलैक। कला-विज्ञानक मंजूरी भेटि गेल वाणिज्यलक भेटबे ने कएल। कते रंगक हवा बहए लागल। ओना शिक्षकमे बढ़ोत्तरी पछाति भेल मुदा शुरूमे असुविधा रहल। १९५८ ई.मे जनता कओलेज खुजल। जन-सहयोगसँ कओलेज खुजल। मुदा कओलेजक जे नमगर-चौड़गर घर चाही, जे धड़फड़मे नै भेलै तँए हाइये स्कू।लमे साधारण रूपे पढ़ाइ शुरू





भेल। किछु गनल चुनल विषयक पढ़ाइ शुरू भेल। खएर जे भेल मुदा शिक्षामे नव जागरण क्षेत्रमे आएल। बहुतोक मनक मुराद पूरा होइक संभावन बढ़ल। बी.ए. तकक पढ़ाइ लगमे हएत, तखन पढ़ैबला बच्चार आ पढ़बैबला गारजनक मनमे किअए ने उत्साह जगतनि। किछु दिनक पछाति कओलेजक अपन कँचका ईंटा आ खपड़ाक मकान बनलै।

जगदीश प्रसाद मण्डल १९६५ ई.मे हायर सेकेण्ड्रील पास केलापर बी.ए. पार्ट वनमे नाओं लिखेलनि। पहिने दू बर्खक आइ.ए. आ दू बर्खक बी.ए. प्री हुअए लगलैक। दुनू दिससँ विद्यार्थीक प्रवेश हुअए लागल। बी.ए. पार्ट वन केलापर आनर्स पढ़ैक विचार भेलनि। आ-आन कओलेजमे आनर्सक पढ़ाइ होइत छल। जनता कओलेजमे नै होइत छल। एक-दू-तीन शिक्षकसँ अधिक कोनो विषयमे शिक्षक नै छल। हिन्दी। विभागमे सेहो दुइये गोटे छलाह। प्राइवेट रूपमे तैयारी करए लगला। सी.एम. कओलेजक नाओंसँ फार्म भराएल आ परीक्षो भेल।
१९५२ ई.क चुनावक बाद देशक अपन विधिवत् सरकार बनल। मुदा एक संग कतेको प्रश्न उठि कऽ ठाढ़ भऽ गेल। सरकारी कार्यलयमे कर्मचारीक जरूरति भेल। जेकर बहालीमे जातिवाद आ पैरवी-पैगाम शुरू भेल। आम जनताक जगाएल सरकार जनतासँ बहुत दूर हटि गेल।
ओना जे कोनो नव-स्वदतंत्र देशक स्थि ति होइए तहिना अपनो

ऐठाम रहए। मुदा ओइ लेल जत्ते सकारात्म।क सोच आ काजक औसत हेबाक चाहियै से नै भेल। सामंती सोच; आ सामंत मजगूत छल, जइसँ आम-अवामक बीच आक्रोश पनपए लगलै। राजा-रजबाड़े जकाँ शासन पद्धति चलए लागल। तही बीच भूदान आन्दोँलनक उदय सेहो भेल। ओना तेलांगनासँ शुरू भेल भूमि आन्दोहलन देशकेँ डोला देने छल। तइ संग केरल, बंगालक संग छिटफुट अनेको राज्यएमे भूमि आन्दोगलन पकड़ि रहल छल। दरभंगा जिलामे सेहो भूमि आन्दोलन शुरू भेल।
१९५७ ई.क चुनावमे काँग्रेस सरकारक स्थिभित कमजोर भेल। केरलमे वामपंथी सरकार बनि गेल। आजादीक दौड़क जे जागरण छल ओ ताजा छल, जइसँ अखुनका जकाँ नै छल। ऐ बीच गोटि-पङरा हाइ स्कूरल, कओलेज, प्राइवेट रूपमे बनए लागल छल। मुदा औसत कम रहल। खादी भंडार उद्योगक ह्रास होइत गेल आ होइत-होइत ई मेटा जकाँ गेल। तहिना नगदी पैदावारमे कुशियार सेहो छल, जे उद्योगपतिक चलैत सेहो मरए लागल।

मिथिलांचलमे मूलत: जीविकाक साधन कृषि छल। ओना सघन रूपमे कृषिक पैघ साधन जीविकाक छी, मुदा से नै छल। जेहो छल तहूमे रंग-बिरंगक छल-प्रपंच चलि रहल छल। बटाइ खेतीमे अधिया उपज उपजौनिहारकेँ भेटैत छलैक। जखन कि उपजबैमे, खेती करैमे किछुए अन्नक खेती लाभप्रद छल। उपजाक अनुपातमे लागत खर्च किछुमे कम छल आ किछुमे अधिक। जइमे अधिक

छल ओइमे बटेदारकेँ घाटा लगैत छलैक। तइ संग रौदी-दाहीक प्रभाव ओहन किसानपर सेहो पड़ैत छल जे खेती करैत छलाह। जे बेसी खेतबला छलाह हुनकर खेती अधिकतर बटाइक माध्यिमसँ चलैत छल। तइ संग अधिक अन्न रहने अन्नक महाजनियो चलैत छलनि। महाजनियोक प्रथा गाम-गामक फुट-फुट कोनो गाममे सवाइ (एक मोनक सवा मोन, एक सीजिनक) तँ कोनो गाममे एगारही (आठ पसेरीक मोन, एक मोनक एगारह पसेरी) तँ कोनो गाममे डेढ़िया, एक मोनक बारह पसेरी। जेकर मतलब भेल जे एक मोनक आधा मोन सूदिये भेल। तइ संग इहो होइत छल जे जँ सालक कर्ज सालमे चुकाएल जाइत छल, आ ने तँ सूदो मूड़े बनि जाइत छलैक। जइसँ दू साल बितैत-बितैत कर्ज दोबरा जाइत छलै। अखुनका जकाँ बिआह तँ तते भारी नै छल मुदा माए-बापक सराधमे सामाजिक आ जातीय एहेन चाप छल जे खेत-पथार बेचि काज चलैत छल। खेतक हिसाबसँ चारि-पाँच मेलक किसान छलाह। गामक-गाम एक-एक गोटेक छलनि। जखने एकठाम जमीन समटाएल रहत तखन दोसर-तेसरक की आ कते हेतनि?

खेतमे काज करैबला बोनिहारोक स्थि ति बदसँ बदतर छल। एक तँ दिन भरिक बोनि कम तहूमे सालक गनल दिन काज होइत। किसानोक बीच खेतीक नव वैज्ञानिक खेतीक पद्धतिक अभाव छलनि। अभावोक कारण छल जे ने सरकारक धियान खेती दिस छल आ ने खेतीक साधन उपलब्ध छल।

त्रेता युगक जनकक हर जकाँ खेत जोतैक हर होइत छल! जहिना

मरिआएल बड़द तहिना जोतिनिहार। तइ संग खेत पटबैक पानिक कोनो दोसर बेवस्थाध नै। जहिया पानि हएत तहिया खेती शुरू हएत। जइसँ बेसमए खेती होइत छल। पोखरि-झाँखड़िमे अनेरूआ माछ जे होइ, सएह माछ पोसब कहाइत छल। तहिना तीमनो-तरकारी आ फलो-फलहरीक हाल छल। मोटा-मोटी कृषिक ओहन दशा बनि गेल छल जइपर जीवन यापन करब कठिन भऽ गेल छल।

पशुपालनक रूपमे गाए-महींस बकरी पोसब मात्र चलैत छल। गाए-महींस पोसैक बीच, महाजनीक एहेन सूत्र लागल छल जे पोसिनिहार सिर्फ पोसैत छलाह। एक तँ नस्ल पछुआएल रहने पछुआएल कारोबार दोसर एहेन जालमे ओझराएल जे धीरे-धीरे कमिते गेल जे बढ़ैक कोनो संभावना नै रहल।
नगदी फसिलक रूपमे कुशियार आ पटुआक खेती छल। मुदा उद्योगपतिक कारामातसँ ओहो दुनू कमजोरे होइत गेल। मुदा सरकारक प्रति जन-आक्रोश बढ़ल। गाम-घरक लोक सरकारी लाभक माने बुझैत छल मात्र कोटाक वस्तुज धरि। सेहो रस्ते-पेरे लुटाइत छल।

१९६७ ई.क चुनाव आएल। जगदीश प्रसाद मण्डल बी.ए.क विद्यार्थी रहथि। आजादीक पछाति पहिल जन-जागरण छल। पढ़लो-लिखल आ विद्यार्थियो मैदानमे उतरल।





सन् सैंतालीस...

भारतक स्वतंत्रताक त्रिवार्णिक झण्डा फहरा रहल छल।

मुदा कम्यूनिस्ट पार्टीक माननाइ छल जे भारत स्वतंत्र नै भेल अछि।

असली स्वतंत्रता भेटब बाँकी छै...

मिथिलाक एकटा गाम...

जन्म होइत अछि एकटा बच्चाक.. ओही बर्ख ...

ओइ स्वतंत्र वा स्वतंत्र नै भेल भारतमे...

पिताक मृत्यु...गरीबी..

केस मोकदमा...

वंचितक लेल संघर्षमे भेटलै स्वतंत्र भारतक वा स्वतंत्र नै भेल भारतक जेल....

आइ बेरमामे पाँच-दस बीघासँ पैघ जोत ककरो नै..

ओइ गाम मे आइ जीवित अछि आइयो किसानी आत्मनिर्भर संस्कृति...

पुरोहितवादपर ब्राह्मणवादक एकछत्र राज्यक जतऽ भेल समाप्ति..

संघर्षक समाप्तिक बाद जिनकर लेखन मैथिली साहित्यमे आनि देलक पुनर्जागरण...

जगदीश प्रसाद मण्डल- एकटा बायोग्राफी...गजेन्द्र ठाकुर द्वारा ........शीघ्र जारी................................

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

http://www.maithililekhaksangh.com/2010/07/blog-post_3709.html

२.गद्य

*२.१.**जगदीश प्रसार मण्डलक दीर्घकथा- फाँसी*

२.२.राजदेव मण्डलक उपन्यास हमर टोल- पछिला खेपसँ आगू

–







२.३. डॉ. कैलाश कुमार मिश्र- इंद्रधनुषी अकास

–

–



२.४.१. अतुलेश्वर- सगर राति दीप जरए , आन्दोलन आ बभनभोज २.  विनीत उत्पल आधुनिक मैथिली नाटक आ टुच्चा नाटककारक जातिवादी रंगमंचक अवधारणा/ साहित्य अकादेमी कथा गोष्ठी: सगर राति दीप जरय: एकटा बहन्ना/



३. पूनम मण्डल- आरती कुमारी आ सगर राति दीप जरय

 

(वर्ष ५ मास ५२ अंक १०४) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA



जगदीश प्रसार मण्डलक दीर्घकथा-

**फाँसी**

काल्हि बारह बजे बलदेबकेँ फाँसी हएत, रेडियो-अखबार कान-कान जना देलक अछि। जहिना बलदेव बुझैत तहिना जहलक उत्ताधिकारियो बुझैत अछि। जहिना बलदेवक परिवार बुझैत अछि तहिना सर-समाज, दोस-महिन सोहो बुझैत अछि। सबहक मन बारह बजेपर अॅटकल। वएह बारह बजे दिन वा राति अपन प्रखर रूपमे दिशा दिस मैदानक रस्ताउ धड़ैत अछि।

जहलक एक नंबर सेल घर। जे घर ओइ अपराधीकेँ ओइ बीच भेटैत अछि जखनन न्या यालयसँ फाँसीक तिथि निर्धारित होइत अछि। सेलक बुनाबटियो, आन सेलो आ वार्डोसँ भिन्न बनल अछि।






ओना सेलक बुनाबटि विचित्र अछि मुदा आनसँ अलग तँ अछिये। कोठरीनुमा घर, कोठरियेक आँट-पेट सेहो अछि। एक कोठरी ओहन होइत जे नमहर घरमे बनैत आ एक कोठरी ओहन होइत जे घरे कहबैत अछि। एक नंबर सेलो तहिना बनल अछि। चिमनीक एक नम्बीर ईंट, क्यूल-लक्खी सरायक बीचक, पथराएल बालु, दू-एक सिमटीक जोड़सँ देबाल बनल अछि। सात एस्वा बन इर फुटक घर, जे घरक कोठरीओसँ हीने अछि। पौने दू फुट आगूक दरबज्जाच, खिड़की दरबज्जा नै, जे भीतर-बाहर अबैत-जाइत अछि। लोहाक बनल केबाड़ लगल अछि। शेष कोनो देवालमे ने खिड़की-खोलिया अछि आ ने पूब-पछिम दिशा देखबैक कोनो दोसर साधन अछि। एक तँ ओहुना जइठाम सभ किछु (दिशा-वोधक) रहैत अछि तहूठाम दिशान्सअ लगि जाइ छै। आ पूबकेँ पछिम, पछिमकेँ पूब कहए लगै छै। जिनगीक पूर्ण लीला बलदेवकेँ ओइ कोठरीनुमा घरमे पनरह दिनसँ होइत अछि। ओना तइसँ पूर्वो (15 दिनसँ पहिने) सेहो सात नम्बपर सेलमे तीन सालसँ रहैत आबि रहल अछि।

ओना एक नंबर सेलमे एलापर एतेक सुविधा जरूर भेटि गेल छलै जे पहिनेसँ नीक भोजन, नीक ओढ़ना-बिछौना भेटि गेल छलैक। भलहिं घरमे नेहिये बिजलीक तार आ ने बालु लागल मुदा दरबज्जा सोझे एहन बालु लागल छलै जइसँ कोठरियोक भीतर इजोत पहुँचैत छल। मुदा कोठरीक बाहर स्पेरशल सिपाहीक बेवस्थाभ सेहो भऽ गेलै।

बाहर बजे रातिक घंटी टावरक मुरेड़ापर बाजल। राति-दिनक पाशा बदलैक समए भऽ गेल। जहिना भूत-वर्तमान आ वर्तमान भविष्यंमे बदलैत अछि सएह मुहूर्त अछि। राति-दिनक बाट पकड़त मुदा दूत-भूत एतेक प्रबल जे आरो बेसी उग्र बनैत अछि। जहिना रातिक जनमल बच्चाम दिनेक होइत तहिना बलदेवक राति सेहो दिने भऽ गेलै। राति-दिन भऽ गेलैक आकि नीनिये देवी विध्न वादिनीक संग डरे पड़ा गेलनि, से नै कहि। ओछाइनपर पड़ल बलदेव उठि कऽ बैस कोठरीक चारू देवाल दिस तकलक। अन्होरमे सभ हराएल बूझि पड़ल, किएक तँ बाहरक बिजलीक इजोत सेहो अन्होर चद्दरि ओढ़ि ओहन भऽ गेल जे अपनो भरि नै देखि पड़ैत। देह दिस तकलक। हाथ-हाथ नै सुझति, बलदेव अजमा कऽ घरक मुँह लग ससरि कऽ पहुँचल। हाथ बढ़ा देखलक तँ बूझि पड़लै जे यएह घरक मुँह छी। घरक मुँह देखि मनमे बिसवास जगलै जे ऐठामसँ अन्हाहर-इजोतक सभ किछु देखब। हिया कऽ बिजली खूँटामे लटकल बौलपर नजरि देलक। मड़िआएल इजोत तइपर असंख्योल मच्छखर-माछी जान गमबैले तैयार नाचि रहल अछि। खूँटापर गिरगीटक झुंड मुँह बॉबि खाइले तैयार आसन लगौने अछि। निच्चाझमे बेंगक जेर कुदैत। तइ बीच मच्छ रक जेरि गीत गबैत फाटक टपि भीतर पहुँचल। मुदा बलदेवक धियान मच्छरपर नै गेल। जहिना शरीरमे अनेको रोग रहलापर बड़का रोग छोटकाक चापि रखैत तहिना बलदेव बारह भोग मच्छनरकँ दाबि देलक। केना नै दाबैत, जइठाम जिनगीक खूनक कोनो महत नै तइठाम मच्छ र

कत्ते पीबे करत। मुदा तहूसँ बेसी बलदेवक मनमे जागि गेल जे जखन बाहर बजे अन्तू भऽ रहल छी तइ बीच जँ कनियो उपकार दोसरक भऽ जाइ छै तँ ओहो धरमे छी कि ने? बलदेवक मनमे पनपए लगलै। तखने पएर दाबि सिपाहीक झुंड सेलक चारूकात चक्कर कटए लगल। अन्हाऽरमे सभ हराएल। पएरक धमकसँ बलदेव बूझि गेल। जहिना गाए-महिंस मनुक्ख क संग कुत्तो-बिलाइक चालि अन्हाररोमे पकड़ि लैत तहिना बलदेवो पकड़लक। मुदा सभ चुप्प। बलदेवक मनमे उठलै, जब कि बारह बजेमे फॉसियेपर चढ़ब तखन किअए एते ओगरवाहिक कोन जरूरत छै। एक तँ ओहिना बड़का छहर दिवालीक बीच जेल बनल छै, तइ बीच वार्ड-सेल बनल छै, तइ बीच एते ओगरवाहीक कोन चरूरत छै। मुदा लगले विचार बदलि गेलै। वार्ड सभक कैदी तँ अबैत-जाइत रहैए। सभ दिन दू-चारि एबो करैए आ निकलबो करैए। मुदा हम तँ आब निकलि नै पाएब। निकलबे नै करब आ कि जिनगिये अंत भऽ रहल अछि। आँखि उठा आगू तकलक तँ बूझि पड़लै जे साल-महिनाक कोन गप जे मात्र किछु घंटाक लेल छी। जइ दिन फाँसीक आदेश न्यालयालयसँ भेल ओही दिन किअए ने फाँसियो भऽ गेल। अनेरे कोन सोग-सन्तालप देखै-भोगैले पनरह दिन जीआ कऽ राखल गेल अछि। मन शान्त केलक। शान्त होइते, जहिना पोखरिक अगम पानिकेँ पूर्बा-पछबा हवा डोलबैत रहैए तहिना मन डोललै। डोलिते उठलै, फाँसी किअए हएत? प्रश्नपर नजरि उटकिते उठलै जे फाँसीपर सपूत-कपूत दुनू चढ़ैए। फेर

उठलै जे तइ सपूत-कपूतमे हम की छी?

अन्हिर उठैसँ पहिने जहिना हवा खसि पड़ैत अछि, वायुमंडल शान्तक भऽ जाइत अछि तहिना बलदेवक मन सेहो शान्तब भऽ गेल। कोनो तरहक तरंग नै। मुदा लगले मनमे उठलै जे जिनगीक अंतिम सीमापर पहुँचि गेल छी। जहिना गामक सीमा टपिते दोसर गाम आबि जाइत अछि तहिना जीवन लोकसँ मृत्यु लोक चलि जाएब। मुदा एते तँ हेबे करत जे अखन ठेकानल जिनगी अछि पछाति वेठेकानलमे पहुँचि जाएब। फेर उठलै, जीवन लोक तँ खाली मृत्युक लोक नै छी। जीवनो तँ लोक छी। जहिना कोनो जंगलसँ पड़ाएल जानवर दोसर जंगलक सीमापर पहुँचते चारूकात नजरि उठा कऽ देखैत जे रहै जोकर अछि वा नै, तहिना जीवन-मृत्युवक सीमापर बलदेवक मन अटकि गेल। धरतीपर जहिना एक-दिशासँ दोसर दिस बहैत धार रास्ता कैँ बाधित कऽ दैत तहिना बलदेवक जीवन धार बाधित कऽ देलक। आगू टपैक आशा नै देखि बलदेव वामा-दहिना दिशा पकड़ैत विचार केलक। एक दिस पहाड़सँ निकलैत धार धरती टपैत समुद्रमे मिलैत तँ दोसर धरती टपि समुद्रमे मिलैत। आगू तँ किछु घंटा शेष अछि मुदा पाछू तँ सौंसे जिनगी पड़ल अछि। कि एक बेरक फाँसी फाँसी छी आ कि फाँसी चढ़ल जिनगीक फँसरी फाँसी छी। मन ठमकि गेलै। मुदा लगले मन पहिने बारह बजेक घंटी बजल। जहिना धरतीपर आएल बच्चाि आस्तेर-आस्ते सकताए लगैत तहिना बलदेवक मन सेहो

सकताए लगलै। मन पड़लै पनरह दिन पहिलुका फाँसीक सजा। मनमे खौंझ उठलै जखन फाँसीक आदेश भेल तखन फेर पनरह दिन जहल किअए भेल? कोन अपराधक फल भेटल। जौं ओही दिन फाँसी भऽ जाइत तँ पनरह दिन जे सोग-सन्ता प भेल से तँ नै होइताए। ततबे नै अपनो ऊपर अनेरे भार किअए बढ़ौलक? फेर मनमे उठलै जे अनेरे ओझराइ छी। मन शान्तए केलक। शान्ता होइते उपकलै, सपूत बनि दुनियाँ छोड़ब आ कि कपूत बिन। कियो हिलसैत, फुलसैत दुन्यिाँ छोड़ैए आ कियो विलखैत, डुमैत दुनियाँ छोड़ैए। मुदा जे हिलसैत-फुलसैत छोड़ैए ओ छोड़ै कहाँ अछि? ओ तँ जीवात्मातकेँ एहेन चुहुटि कऽ पकड़ैत अछि जे छोड़ौनौं नै छुटैत अछि। मुदा हम तँ से नै छी। फेर मन घुमलै। दुनियाँ बड़ीटा अछि.., बड़ छोट अछि...। बड़ीटा ओकरा लेल छै जे बड़ी पाबए चाहैए। मुदा बड़ी तँ भोजोक अंतिम पराब नै, घरक मध्या सेहो छी। तखन किअए ओकरा लिअ चाहैए। फेर मन ठमकि गेलै। अनेरे अछाहे कुकुड़ भूकब नीक नै। अपनो तँ सेसार अछि। जइमे अकास-पताल, चान-सुर्ज, नदी-सरोवर सभ किछु अछि। तखन अपन छोड़ि दोसराक देखब अपनासँ दूर हएब हएत। अपन कर्म, अपन धर्मक मर्म बुझब उचित हएत। जाबे से बूझि दुनियाँक रंगमंचमे नै उतरब ताबे कौआ कान नेने जाइए, तइ पाछू दौगब हएत। अपन रंगमंच आ अपन अभिनय लग अबिते मन ठमकि कऽ ठाढ़ भऽ गेलै। ठाढ़ होइते अनायास मनमे उठलै। अभिनयो तँ देखिनिहारोक लेल आ संसारोक लेल रंग-बिरंगक,

कतेक स्तोरक होइत अछि। मुदा कहल तँ अभिनाइये जाइ छै। कियो लीला रचि अभिनय करैत, तँ कियो गुण-गुणाइत अभिनय करैए। कियो मूक भऽ करैत अछि तँ प्रेमावेशमे करैत अछि। केना एकरा बिलगाएब? एक दिस चित्र-विचित्र बनल अछि तँ दोसर दिस कुचित्र सेहो बनल अछि। ओझराइत मन झमान भऽ झमा उठलै। अनेरे ओझड़ेने समए ससरि जाएत। गनल कुटिया नापल झोर जकाँ समए बचल अछि, तेकरा जौं ओझरौठेमे राखब सेहो नीक नै। बारह बजेक घंटी कतेखान पहिने बाजि चुकल अछि। हाथमे जौं घड़ी रहैत तँ ठीक-ठीक समैयोक बोध होइत, सेहो नहिये अछि। जइ दिन जेलमे प्रवेश केलौं तेही दिन जहलक मुँहपर जमा कऽ केलक। जइ दिन निकलब तइ दिन देत। मुदा निकलब कहिया? आइ तँ फाँसियेपर लटकि जिनगीक विसर्जन करब तखन घड़ी केना लेब आ पहिर कऽ समए बुझब? मुदा तँए कि जइ गाममे मुर्गी नै रहै छै तइ गाममे भोर नै होइ छै? पाँच-दस मिनट आगू-पाछू, अनुमान तँ कऽ सकै छी। मुदा काजक संग जे समए चलैए ओकर अनुभव आ बिनु काजक अनुभवोमे तँ अन्त र होइते अछि। काजक दौड़क अनुभव बेसी बढ़ियाँ होइत अछि। किएक तँ काजक संग समए सटि चलैत अछि। मुदा हमरा तँ सेहो नै अछि। बस दू बेर खाइ छी, ढेंग जकाँ ओंघराएल पड़ल रहै छी। कखन जागल रहै छी आ कि सूतल रहै छी, से आनक कोन बात जे अपनो नै बूझि पबै छी। पछतेनौं तँ किछु नै भेटत। फेर मनमे उठलै- फाँसी किअए?

किछु समए गुम्मू रहलाक पछाति अनायास मनमे उठलै जौं भक्तिर-भावसँ समए कटने रहितौं तँ हँसी-खुशीसँ चढ़ितौं, से नै केलौं तँ कुहरि-कलपि चढ़ब। जहिना शक्ति क स्रोत ज्ञान छी तहिना ने भक्ति क स्रोत श्रमो छी। फेर मन ठमकलै। जौं भक्ति क स्रोत श्रम छी तँ हमहूँ तँ श्रमिक छिहे। जौं से नै रहितौं तँ एत्ते खेल केना केलौं। अचताइत-पचताइत मुँहसँ निकललै। से तँ जरूर केलौं। एक पसीना पत्थिर तोड़ैमे चुबैए, दोसर पत्थखर बनबैमे चुबैए। हँ से तँ दुनूमे चुबैए। मुदा कि दुनूक मिठास एक्के रंग छै? से तँ नै छै। तखन श्रम -सेवा- केकरा कहबै? फेर बलदेवक मन ठमकि नजरि उठा-उठा चौकन्ना होइत चारू दिस तकए लगल। मुदा अन्हा रमे किछु देखबे ने करए। मनमे उठलै, अनेरे श्रमक पाछू बौआइ छी। गेल जमाना फेर नै लौटए। आब तँ जिनगीक अंतिम खाड़ीपर चलि एलौं। ने श्रमिक छी आ ने श्रमक सिरजन कर्ता। अनेरे अनका पाछू बौआए रहल छी। सभकेँ अपन-अपन जिनगी छै। अपन-अपन जगह छै, जे समैयोक आ प्रकृतियोक प्रभावसँ प्रभावित होइत रहै छै तँए अपन बात जेना लोक अपने बुझैत अछि तेना आन थोड़े बुझत। चारू दिससँ घुमैत-फिड़ैत मन अपना लग बलदेवकेँ एलै। मनमे खौंझ उठलै। यएह मन छी जेकर खच्चमरपन्नीसँ कियो भगवान बनि जाइए आ कियो हत्याअरा बनि दुनियाँक सोझामे फाँसीपर लटकि जाइए। मुदा कहबै ककरा आ सुनत के? मन ठमकलै। हत्याकरा के? हत्याब की? आ के पैदा करैए? जहिना कम माछी-मच्छ र रहने खेबो काल आ सूतबो

काल ओते परेशानी नै होइत जते अधिक रहने होइत। बलदेवक मन फेर ओझरा गेलै। ओझरी छुटिते अपनापर ग्लाकनि हुअए लगलै। हमहूँ तँ दुनियाँक चुनल अपराधीमे छी। जिनगी भरि अपनेमे बेहाल रहलौं मुदा बेहाले केना रहि गेलौं, से कहाँ बूझि पेलौं। जहिना धरतीकेँ बेहाल सृजन शक्तिफ कमि जाइ छै तहिना ने हमरो भेल। मन उफनि गेलै। चिचिआइत बाजल-

“हम अपराधी छी, अपराध केने छी। डकैतीक संग हत्या केने छी। अखन हमरा फाँसी हुअए?”

पितोक मास्च र्य ओइ बेटासँ ओही दिनसँ कमए लगै छै जइ दिन सुपात्र कुपात्र दिस जाइत देखै छै। तहिना बलदेवक कलपैत आत्मास मनसँ हटि रहल छै। अनधुन मुँह पटकि रहल छै। अपराधी छी, अपराध केलौं। एक अपराध नै, अनेको, एक दिन नै जिनगीयो भरि। बहुत विलमि कऽ फाँसी भऽ रहल अछि। बहुत पहिनहि भऽ जाइक चाहै छल। मुदा भेल किअए नै? एकाएक मुँहमे पर्दा लगल हुमड़ैत मन पाछू दिस ससरल। अंतिम हत्या। आ डकैतीक फल फाँसी छी, मुदा आरो जे जिनगी भरि केलौं, तेकर कि भेल?

मध्यीमासक स्ना न जहिना आन मासक स्ना नसँ अधिक सुन्ददर, अधिक शीतल होइत तहिना जिनगी अपराधक बीच बलदेबक मन अटकि गेल। एक दिस जिनगी दोसर दिस अपराध। शीतल भेल शान्त मनमे उठलै, कि हमर जन्म अपराधिये बनैक लेल भेल छल जे अपराधीक जिनगी वितेलौं। मुदा बुझियो कहाँ पेलौं जे अपराध

करै छी, अपराधी बनै छी। ओझराइत मनकेँ सोझरबैत बलदेव जिनगीक एक-एक दिन आ एक-एक घटना मोन पाड़ए लगल। मुँहसँ निकललै- "अपन जिनगीक बात जत्ते अपना मनमे अछि ओत्ते थोड़े दोसराकेँ हेतइ। सिर्फ हत्येल-लूट टा तँ नै केने छी, माए-बहिनिक संबंध सेहो तोड़ने छी।"

मन कलपि बजलै- "एकबेर नै हजार बेर फाँसी हेबाक चाही।" बलदेवक मन बेकल हुअए लगलै। केकरा ले केलौं? ई बात मनमे उठिते धियान परिवार दिस बढ़लै। अंतिम दिन पत्नी आ बेटाक दर्शन हएत? ओ सभ बेचैनीसँ भेँट करए जरूर औत। मुदा कि जहिना परिवारमे भेँट होइत छल तहिना हएत? से केना हएत? सिपाहीक घेरावंदी हम रहब आ ओ सभ हटि कऽ कातमे ठाढ़ रहत। मन घुमलै। अनेरे किअए कियो भेँट करए औत? कोन मुँह देखत आ कोन देखओत। तइसँ नीक जे भने हमहूँ हराएल छी आ ओहो सभ हराएले रहए। दुनियाँकेँ सभ तँ नै चिन्हहतै-जनतै। जौं समाजमे लोक ऑंगरी देखौते तँ समाज छोड़ि दोसर समाजमे चलि जाएत। जखने एक समाजसँ दोसर समाजमे जाइए तखने पछिला समाजक बान्हं टूटि जाइ छै। बान्हमक भीतर बनल समाज अपन हितक बात सौचैए। मुदा समाज तँ समुद्र छी, जइमे घोंघा-घोंघीसँ लऽ कऽ गोहि-गमार तक छै। बलदेवक मन ठमकि गेल।

जहिना जन-जन्मालन्तिरसँ वा कुरीति-कुसमए पाबि लतामक गाछ बाँसक छाँहमे जनमल समए पाबि कलशि जाइत तहिना बलदेवक मन कलशल। अबोध बच्चाकि हाथसँ गिरल अइना, माए-बापक





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

दुख जकाँ नै मुदा तैयो टुकड़ी बीछि-बीछि जोड़ैक कोशिश करैत अछि तहिना बलदेवक कलशल मनमे उपकलै। तीन बर्ख जहल अएना भऽ गेल। राता-राती घरसँ पकड़ा बन्दूकक हाथे जहल आएल रही। नव-नव लोक, नव-नव जगहसँ भेँट भेल। जहिना देशक मिथिलांचलोक बासी दुन्यिाँक कोण-कोणक बीच बसि अपन पूर्ब परिवारक स्मगरण करै छथि तहिना बलदेवक मनमे परिवार सेहो आएल। मुदा लगले जहलक परिवार अगुआ गेलै। एक-फाटक टपि दोसरमे घेराएल रही। तलाशीक संग सभ किछु घेरा गेल। बाहरसँ आओत नै अपने घेराइये गेलौं। मुदा तैयो नव-नव चेहरासँ भेँट भेल। भीतर अबिते (वार्डमे) घूस्सा -मुक्काक सलामी भेल। जहिना अखड़ाहापर उतरैत खलीफाकेँ पानि उतरए लगैत तहिना उतरल। जिनगीक पहिल बेर जहल देखलौं। स्वोगतक बाद मेट लग पहुँचाओल गेलौं। अखड़ाहाक बदलने खलीफाक पान्यिो बदलि जाइ छै। मुदा.....। मेटक रजिष्टजरमे नाओं चढ़िते ढेर हुकुम एक संग उठल। झाड़ लगबैक ड्यूटी, पैखानामे पानि पहुँचाबैक ड्यूटी इत्या दि-इत्यारदि। काजक भारसँ मन दबाइत जा रहल छल आ कि मसलनपर पसरल मैनजनक हुकुम भेल- “एम्हपर आ, पहिने जाँत तखन दोसर काज हेतइ।”

अवग्रहमे फँसल मन हल्लुक भेल। मनमे खुशी उपकल जे कनियो-कनियो कान ऐंठैत तँ काने उखड़ि जइतए। जान बचल तँ लाख उपाइ। एक करोट घूमैत मैनजल बाजल- “पहिल दिन छिऔ, आइ तोरा खेनाइ नै भेटतौ।”

जहिना मुर्दापर अस्सीत मनसँ नब्बो मन जारनि चढ़ि जाइए तहिना चढ़ि गेल। मुदा असबिसो नै कऽ सकलौं। मुदा तैयो सबुर भेल जे नै खाइले देत, सुतैक तँ जगह भेट गेल कि ने। तइ बीच मैनजनक हुकुम भेल- ‘‘कोन केसमे एलेहेँ?’’

केसक नाओं सूनि मन दलदल भऽ गेल। जहिना सोग-पीड़ामे नोर बहा केकरो सान्‍त्‍वना दैत काल होइत, तहिना। जहलसँ निकलैक आशाक अँकुर सेहो जगलै। हलसि बाजल- ‘‘सरकार, डकैती आ खून संगे छै।’’

डकैतीक संग खून सूनि मैनजनक मन ठमकल। अधिक दिनक संगी हएत। तँए दोसतिये करब नीक। पड़ले-पड़ल हुकुम चलौलक- ‘‘नवका कैदीकेँ खइयो ले दिहक।’’

(जारी..................................)

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य <u>ggajendra@videha.com</u> पर पठाउ।**




(वर्ष ५ मास ५२ अंक १०४) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**राजदेव मण्डल**क उपन्यास हमर टोल

पछिला खेपसँ आगू-

....

“दौग कऽ अबै जा हौऽऽऽ। देखहक हौ लोक सभ। हमरा अँगनामे ढेपा बरिस रहल छै। पछुआर दिससँ कतेक ढेपा फेँक रहल छै। दौगै जा हो।”

“गे माइ गे माइ। कोन उपद्रव शुरू भऽ गेलै गे। कोन देवी-देवता

खिसिसया गेलै हो देव। हौ समाज बचाहब हौ।''

हल्ला गुल्लाश सुनि बहुते लोक दुआरिपर जमा भऽ गेल छै। देवीपुर वालीक मुँहपर डर नाचि रहल अछि। ''की भेल?''- अड़ोसी-परोसी पूछि रहल छै।

''जान बचाहब हौ। पछुआर दिससँ ढेला बरिस रहल अछि, अँगनामे।''

''अन्हाचर रातिमे पछुआरमे केना कऽ देखबै।''

''फुलचनमा टॉर्चक इजोतसँ देखही तँ के छी सरबा।''

''हे, गारि नै देबाक चाही। किन्साइत देवी-देवताक ममिला हेतौ तँ धक्कापर चढ़ि जेबे। बुझि लही, एक्के बेरमे जय-सियाराम।''

हिम्मरतगरहा तीन-चारिटा छौड़ा आगू बढ़ल। चारूभर टॉर्चक इजोत छिड़िया गेलै। ''कहाँ छै कोइ हौ। नुका तँ नै रहलै।''

''कोन ठेकान, कहीं भूत-प्रेरक ममिला ने होइ।''

''भऽ सकै छै। देवीपुरवाली कोनो कबुला-पाती केने होइ आ पूरा नै केलाक कारणे देवीक प्रकोप मचबैत होइ।''

''देवीपुरवाली लालटेन नेस रहल छै। अँगनामे तँ ढेपाक ढेर लगल छै। एकर बेटझे नै छै।''

''धुर, उ तँ चौकपर ताड़ी पीब कऽ मतंग हेतै।''

देवीपुरवालीक पुतौहु चमकी ओसारपर बैसल छै। बेचारी डरे थर-थर कापि रहल छै। देवीपरुवाली विधवा रहितो मरद जकाँ काज करैत छै। बेटाकेँ जन्मैते पति सदाक लेल संग छोड़ि देलकै। ओइ बेटाक भरोसे पहाड़ सन जीनगी काटि लेलकै। ओकर बेटा





'नकचट्टा' आब जुआन भेलै। ओइक संगे आसा जगलै जे एकटा कमौआ पुत भेल आब। किन्तु ओहो पियक्कड़ भऽ गेलै। काम करत तँ करिते रहि जाएत। कहीं ताड़ी पिबाक लेल गेल तँ कखैन आएत पता नै। सासु-पुतौहु मिलि कमा-खटा कऽ कहुना गुजर चला रहल अछि। "कही एकर पुतौहु चमकी डाइन तँ नै छै हो?"

"नै-नै, ई बात झूठ छै। एतेक भोली-भाली औरत डाइन केना कऽ भऽ सकै छै।"

"हँ, हँ, भोला-भाला चेहरा भीतर दिल बेइमान।"

"हँ रौ भाय। तब ने जइ समैमे पहिलुक बेर आएल रहै। लबे-धबे रहै। टोलमे बड़का हो-हल्लाम भेल रहै।"

"हे रौ, ऊ जइ घरमे ठाढ़ होइ ने ठीक ओकरा कपारक सामने घरक छप्प रमे आगि लगि जाए छलै। उतरबरिया घरमे जाय वएह बात। दक्षिणवरिया घरमे जाय फर वएह बात। ई तँ चट दऽ लोक मुझा दैत छलै नै तँ पूरा घर जरि कऽ सुड्डाह भऽ जएतै।"

"पसरतै केना कऽ। बान्हाल आगि रहै ने। बुझिही, औरतियाकेँ देह नै रहै, आगिक भट्ठी रहै।"

"तब तँ नकचट्टाकेँ सलाइ कीनबाक कोनो जरूरते नै।"

सभ गोटे एक्केबेर खिसिया कऽ हँसए लगल। उन्मु क्त हास्यल।

"अरे तोरी कऽ, ई तँ असल अग्निदाइ छियौ रौ।"

"फेर ई बेमारी ठीक केना भेलइ?"

"वएह खेलावन भगत कतेक दिन तक झाड़ फूंक केलके। तब अग्निदाइक देहसँ आगि कम भेलै।"

“सुनने रही जे ओकरे लग गेलासँ ई खेला शुरू भेल रहै।”

“हँ मथदुखी झड़ेबाक लेल खेलावन भगत लग लऽ कऽ गेल हरै। ओही दिनसँ ई अगिलगौना काण्डे हुअए लगलै।”

“तब तँ कुल करामात खेलावने भगतक रहै।”

पछुआर दिससँ अजय सोर पाड़लक- “दौग कऽ एने अबै जो। भूत पकड़ा गेलौ।” सभ एक्केबेर दौगल। बैगन गाछक झोंझसँ अलटरबाकेँ न्किालैत अजय कहलकै- “एकरा पंचक पास लऽ चल।”

“हँ हँ ठीके बात। घोंचाय अपना बेटाकेँ किअए नै सम्हारैत छै। राति-विराइत औआइत रहै छै। रातिचर भूत जकाँ।”

“लोककेँ डेरानाइ कोनो नीक गप्पब होइ छै। कहीं आँखिमे ढेपा लगि जाय तँ फूटि जेतै।”

“जन्मेँले टासँ नै होइ छै, पतिपालो करए पड़ै छै। लऽ चल। पंचसभ निरलय करतै।”

डेढ़हथ्थीँ कान्हँपर लेने घोंचाय गरजैत देवीपुरवालीक दुआरिपर पहुँचलै। “हमरा बेटाकेँ पंचक पास लऽ जेनिहार के छी? ई छौड़ा अखने अंगनासँ खा-पी कऽ निकललै। मुतै लेल बाड़ीमे गेल छलै। ई केना कऽ ढेपा फेकतै? छै कोइ गबाह? देखलकै ढेपा फेकैत? अजैया दू अक्षर शहरसँ पढ़ि कऽ की आएल जे सभ जगह अपने कबिलगीरी। ओकरा अंगनामे कोनो देवी ढेपा फेकै छै आ नाओं लगबै छै, हमरा बेटाकेँ।”

घोचायक स्त्री गारि पढ़ैत पाछूसँ अबै छै।

"के निपूतरा हमरा बेटाकेँ पकड़ने अछि। कोनो चोरी-डकैती केलकै की। कोइढ़फुट्टा, छोड़ हमरा बेटाकेँ। ने तँ जे ने से कऽ देबै।"

झमारि कऽ अपना बेटाकेँ छोड़ौलक। ओकर बाँहि पकड़ि घिचने घर दिस चलि पड़ैत अछि। पाछूसँ फनकैत घोंचाइ जा रहल अछि। "अखैन तँ बेकारक झगड़ा ठाढ़ भऽ जइतै। अजयकेँ कोन दुसमनी छलै, ओइ छौड़ाक संग।"

"दुसमनी ओकरासँ नै छै। असल दुसमनी घोंचायसँ देवीपुरवालीकेँ छै।"

उचितवक्ता बीचमे आबि कऽ बजए लगल- "बेटाक जन्मस भेलापर अंगनासँ बहींगा फेकल जाइ छै। जे घरक ऊपरसँ दरबज्जावपर गिरबाक चाही। फेर ओही बहींगामे बैरक झाड़ आ जूता लटका कऽ घरक आगू गाड़ल जाइ छै।"

"घोंचायक संग की भेल रहै?"

"घोंचायक बेटा भेल रहै ने तँ अंगनासँ बहींगा फेकने रहै। ओही समैमे ओकरा ढांगमे गड़ि गेलै। पंचैती भेलै तँ घोंचायकेँ डण्डभ-जरिमाना लगलै। ओही दिनसँ दुसमनी चलि रहल छै।"

"कहीं ढेलफेक्को भूतकेँ घोंचाय भेजैत हेतौ।"

"कुछो हौ। खेलाबन भगतकेँ पूजाक खरचा भेट जेतै। तब देवीपुरवालीकेँ कल्यीण हेतै।"

देवीपुरवालीक बेटा नकचट्टा ताड़ी पीब कऽ दुआरिपर आबि गेल छै। ओ निसाँमे गरजि रहल छै।

"हमरा दुआरिपर एतेक लोक किएक जमा भेल छै हौ? बुझै छी, ऐ औरतियाकेँ। सनकल जा रहल छै। हम घरपर नै रहै छी तँ छौड़ा सभकेँ सोर पाड़ि कऽ रसलीला करैत रहैत अछि। कहाँ छै हमर मोटका समाठ बला लाठी। आइ डाँड़ आ पीठी सरका देबै हम।"

अग्निदाय डरसँ कोठी गोड़ा तरमे नुका रहल अछि। पता नै देहपर लाठी कतए-कतए गिरतै। रोइयाँ काँटो-काँट भऽ रहल छै। उचितवक्तार दुआरिपर सँ बिदा होइत बजल- "अजय भाय, चलह ऐठामसँ। नै तँ समाठसँ चूड़ा जकाँ कूटल जेबह।"

सभ धड़फड़ा कऽ चलि पड़ैत अछि। अजय देखैत अछि। आसमानसँ चुगला गिरैत अछि। धरती दिस बढ़ैत इजोतक रेखा। चारूभरसँ अन्हायर ओकरा दिस दौगल। छनेमे जेना ओकरा पकड़ि घोंटि लेलक। फेर आँखि अन्हाररेमे अछि, इजोतक प्रतीक्षा करैत।

……………

जनीजाति सभ अँगनामे गाबि रहल अछि। "बाबा कँ अँगना मे लगनहि आएल पोती भेल डुमरी कँ फूल हे एहि बेर लगनमाँ फिराय दियौ बाबा सिखऽ छियै लूरि बेबहार यौ।"

अकलू मड़रक बेटीकेँ बिआह हेतै। बरयाती आबि रहल छै। दुआरिकेँ कते चिक्कन-चुनमुन केने छै। लगै छै जेना चनन छिटका

देने हो। ततेक इजोत चमकै छै जे अन्हा र तँ जेना निपत्ता भऽ गेलै। दुआरि आ अँगनाकेँ सभ चीज दोसरे रँगक लगै छै। चमाचम। एकेकातमे भनसिया सभ अहरी चढ़ा देने छै।

“पहिने भात नै, तीमन बनतै। पानि ला रे।”

“भैया, एक चिलम गाजा हमरा घरबारीसँ मंगा दे तँ हम भरि राति खटबौ।”

“चुप, दारू, गाजा पी कऽ भानस करता।नूनक बदलामे चीनी ढारि देबही। तब की हेतै?”

किछु लोक भोजन-भात बना रहल अछि तँ किछु लोक बरयातीकेँ सूतए आ बैसए लेल बेवस्था कऽ रहल अछि। धीया-पुता सभ दलानक आगूमे खेल रहल छै। किदु नाँगट-उघार तँ किछुकेँ देहपर बस्तरो अछि। नाकमे नेटा, सुर-सुर करैत। “भैया मुतबै हौ।”

“चुप सार, तोरा तुरत्ते मुतबास लगि गेलौ।”

“तँ परसादी मँगा दे।”

“भगवानक पूजा नै हेतै। एकरा अँगनामे बिआह हेतै।”

“हे रे छौड़ा, ऐठाम लगही कऽ देलही।”

बूढ़बा लाठी लऽ कऽ फटकारैत बजल- “भाग दुआरपर सँ। नीचा जा कऽ खेल।”

अंगनामे गीत गौनिहारि सभ उपरौंझ कऽ रहल अछि। पहिने तँ एकोटा जनीजाति एबे ने करै छलै। “जातिसँ अलग। ढाढल बान्हहल छै- अकलू मड़र। ओकरा संगे के जाएत बन्धेनमे पड़ैले।”

अकलू मड़रक स्त्री बड़ड चलाकी जनै छै। टोलक मूलगनि घुघुरबत्तीकेँ पटिया लेलकै। “दाय हे, जेहने हमर बेटी तेहने तोहर बेटी। कोनो तरहेँ पार-घाट लगा दहक। दोसरा गामकसँ लोक सभ आबि रहल छै। अपना गामक इज्जबतिक सबाल छै। अपना टोलक गप्प आन लोक किएक बुझतै। रहबै तँ एकेठाम।”

केना कऽ मानतै औरतिया सभ। आखिर सुख-दुखमे एकसाथ रहैत आएल छै।

“नदिया किनारे बाबा हौ किनकर बाजा बाजै, किनकासँ माँगे दहेज हौ, नदिया किनारे धोती तोरे बाजा बाजै हमरासँ माँगे दहेज गे.......।”

डिम-डिम-डिमिक। ढोलक आ पीपीहीक अवाज।

“आरे तोरी कऽ बराती तँ गामक बगलमे पहुँचि गेलौं। जल्दीक सभ प्रवन्धा कर रौ।”

“इह, कोनो लाट साहेबकेँ बरयाती नै आबि रहल छै।”

“सुनै छी, जे दू बीघा जमीन छै।”

“दू बीघा जमीन छै आ सात भाँइ छै। फेर सातोकेँ दू-दूटाक धिया-पुता। अंगनामे बेदराक ढेरी लगल छै।”

“सुनै छी, लड़िका घरक छप्पदर बनबैमे तेज छै। लाड़-पुआर बत्तीक छप्प र। तँए खेतीक अलाबे किछ आमदनी भऽ जाइ छै।”

“बुझलौं- घरमे फुइस-फाइस बाहरमे धक्का।”

अंगनासँ गीतक अवाज-

“सोनाक पिंजरा बना दऽ हौ बाबा,

ओहि मे रहब नुकाय हौ। सोनाक पिंजरा बना देबो गे पोती पिंजरा सहित नेने जाय गे.....।''

बुढ़बा सभ अपना पगड़ी आ धोतीकँ ठीकसँ बान्हैसत अछि। ढोल-पीपही आ स्पीपकर जोर-जोरसँ बजए लगल। लोगमे हड़बड़ी मचि गेल छै। समाजक लोक दुआरिपर एकट्ठा भऽ रहल छै।

''बरयाती आबि गेलै। चलै-चल सुआगतमे। खाना-पीना बादमे हेतै। सुआगतमे तिरोटी नै हेबाक चाही।''

''हँ, ठीके गप्पे। दोसरा गामक लोक, अरिजन-परिजन, कुटुम। ओकरा ठाठ बान्हगसँ की मतलब।''

''हँ हँ, आखिर हमरो धनुकटोलीक किछ शान छै।''

''अरे तोरीकँ, नाचक पाटी लौने अछि।''

''हँ, लगही आ झाड़ासँ टोलकँ महकौतौं।''

''ई सार तँ नमरी लोफर छै। धियाने दोसरे तरफ।''

उचितवक्ताल मुड़ी डोलबैत बजल- ''असल गप्प। एहिना भकभका कऽ लगै छै। सावधान, नाच देखैते चिड़ै कोनो छौड़ा संगे उड़ि ने जाऊ।''

''चुप्प , शैतान।''

डेढ़ियापर जनीजातिक भीड़। वर देखबाक सबहक आँखिमे उत्सुपकता। रंग-बिरंगक साड़ी-आँगी पहिरने। फूल सन फुलाएल मुख। चहकैत छौड़ा सभक दल। पैंट-शर्ट, लुँगी-कुरतामे सजल। बुड़ सभ धोती-कुरता आ माथकँ गमछासँ मुरेठा बन्हाने।

''पहिले पएर-हाथ धोबाक लेल जलक बेवस्था करह। पूछि लहक

सभ बरियाती आबि गेलै।"

"दुल्हा नै आएल छै?"

"आरे बहींचो, बिना वरक बरियाती आबि गेलै हौ। बिआह केना हेतै?"

"कहै छै- गामसँ संगे-संग चललौं। रास्तामे पछुआ गेल। पता नै कतए रहि गेलै।"

"छुच्छौ छुतहु फूकै छलै रे। बिना दुल्हेक घर-दुआरि। दुआरिपर आएल किएक? मार सार बरियाती सभकेँ।"

"ऐमे बरियातीक कोन दोख?"

"हे रौ ला तँ सटका। दोष-गुणकँ फरिछाबै छथि।"

"हे रौ, मनकेँ थिर करै जो। ठहर, एना नै करै जो।"

बरियाती सकदम। जेना सबक छातीमे डर ढुकि गेलै। सभ मुँह लटका लेलक। गप-सप्पए बन्न। मने-मन सभ सोचि रहल अछि। कहीं भरि राति वर नै एतै तब की हेतै? एहने स्थितिमे बरियाती सभकेँ छौलका छोड़ेने रहै, ढेलपुरा गाममे। चलाक बरियाती धोतीकेँ डाँड़मे खोंसि रहल अछि। पछुआरक रस्तो भजिआ रहल अछि। रंगमे भंग। तमाकूल-बीड़ी सभ बन्न। अंगनामे गीतनादक बदलामे फुसराहटि शुरू भऽ गेल छै। "लीलाक भाग्ये। खराप छै। कतेक मेहनति अकलू मड़र केलकै तब सभ चीजक इतजाम भेलै। दू बरिससँ बेचारेकेँ एड़ी खिआ गेलै तब जा कऽ बिआहक बात तँइ भेलै। आब देखियो...।"

"छठी राति विधि लिखे लीलारा की संकट के मेटनहारा।"

बात सुनि लीलाक कलेजामे जेना बरछी भोंका गेलै। ओ मुँहमे नुआ ठूसि कऽ कानि रहल अछि। लोकक मनमे शंका औना रहल अछि।

कहीं लेन-देनमे कोनो गड़बड़ी तँ नै भेल छलै। अकलू मड़र छै-बड़ा मक्खीआचूस।

"तीमन-तरकारी बनेबै की नै?"

"धुर, छोड़ि दियौ। की हेतै की नाइ।"

उचितवक्ताक केना चुप रहतै।

"कानल कनियाँ रहिए गेल कानी कटाओल वर घुरिए गेल।"

"मार सारकेँ रौ। बड़ लबर-लबर करै छौ। एने अकलू मड़रकेँ पाछूसँ न्सिाँस छूटि रहल छै। आ एकरा.....।"

अकलू मड़रकेँ दोस-महिम, कर-कुटुम सम्बँन्धीी सभ बाध-वोन दिस खोजै लेल निकलि गेल छै।

"हल्लोक जे करबै से वरक नाओं जानबे नै करै छी।"

स्टेहजपर ढोलक-हरिमुनियाँ चुप्पेस पड़ल अछि। नाच पाटीक लोक सभ चुपचाप बिड़ी पी रहल अछि।

"हमरा सभ की करबै यौ? एहो लगन ने उधारे रहि जाए।"

"चुप, ओने दोसर नाच भऽ रहल छै। तोहर नाच के देखतौ। बानर जकाँ कूदल घुमै छेँ तखैनसँ।"

नाचक लेबरा चट दऽ बजल- "सभ तँ बानरेक सन्तोन छी आ बानरे छी। हम छी लड़का बानर।"

"हे, मुँहकेँ चुप राख नै तँ..।"

“गौ बाबू आदति नै छौ। पेट फूलि जाएत।”

अकलू मड़र सोचि रहल अछि- एक तँ जाति आगि-पानि बन्न कऽ देने अछि। जखैन कि हमर कोनो दोष नै छलए। भैया मरि गेल छलाह। घरमे कुछो नै रहए। ऊपरसँ अकालक तबाही। कतएसँ करितौं भोज? लोक कहलक खेत बेचि।

कहए पड़ल- खेत बेचि लेबै तँ खेती कतए करबै? कतेक जमीने छै हमरा पास।

दोसरकेँ दुख देखबाक फुरसति केकरा पास छै? सभकेँ तँ अपने दुख भारी छै। सुआरथमे आन्ह।र भेल टेबैत, हथोड़ैत कहुना चलि रहल अछि।

एक साँझ भोज-भात हेतै आ हमर सभ किछो बिका जेतै। लेकिन कहाँ कोइ सुनल हमर गप्पभ। ओइदिन जातिसँ अलग कऽ देलक। कतेक मेहनति केलौं। केकरा-केकरा नै गोड़लग्गीक केलौं। कोन-कोन जानवर लग ने माथ लगेलौं। तब बिआहक गप्पँ निश्चित भेल। ओहोमे कोन दुसमनी लगि गेल से पता नै। वर बाटेमे बिला गेल। के की केलक से नै जानि। सभ तँ दुसमने अछि। वर नै आएत तँ हमर बेटी कुमारि रहि जाएत। दोसरठाम बिआहक गप्पो नै होएत। लोक सोचत लड़कीमे कोनो खराबी छै। बाप रे बाप, कोन उपाए हेतै। कतौ कऽ ने रहबै- हम। सभटा खरच-बरच बेकार चलि जेतै। फेर दोबारा कतए सँ एतेक टाका-पैसाक बनोबस करबै। अफवाह फैलत- बिआहमे कोन नाटक भऽ गेलै रौ। केकरो सोझामे केना जाएत। अकलू मड़र अन्हा रेमे

बैसि कऽ कानि रहल अछि। लोक सभ वरकेँ खोजि-खाजि कऽ आपस आबि रहल अछि।

“कतौ नै भेटलै। बड़की सड़क तक कतौ नै छै।”

“चारि-पाँचटा छौड़ा बौआ रहल छलै। लग जा कऽ पुछिते पड़ा गलै। गुँहे-मूते दौगैत अपने गाम दिस आएल।”

सभ निसाँस छोड़ैत अछि। वरक काका चिचिआइत अछि- “आबि गेल। आबि गेल- दुल्हो। कतए रहि गेल छलही, तूँ सभ रौ।”

हंस पलटि गेल-समधीक। सबहक आँखिमे उत्सुपकता। शान्तग पोखरिमे हलचल। लोकक देहमे जेना गति आबि गेलै। नाच-मंडलीक कलाकार फानि कऽ स्टेतजपर चढ़ि गेलै। ढोलक-हरमुनियाकेँ जना पराण घूमि गेलै।

औरत-सभ खखसि कऽ गला साफ कऽ गला साफ कऽ रहल अछि। तरे-तर।

“लीलाक माए जल्दीक सभ किछो तैयार करू। चुमबैले। समए नै छै।”

“चलू, पहिने लड़िका देखबै।”

ग्रामीण सभ जमा भऽ गेल छै। “समधि कहाँ छै?”

“समधीकेँ रतौनी भेल छै। कम सुझै छै।”

“अहाँक बेटा कहाँ अछि? कानमे तँ लंगोटा बन्ह”ने छै- सुनतै केना।”

“हेयौ दुल्हा कतए छै?”

बरियाती सभ चारूकात सँ घेरने अछि। बीचमे चारि-पाँचटा छौड़ा

ठाढ़ अछि। ओकरा देहपर कछी-जंघिया मात्र अछि। उघारे देह-जाड़सँ सुटकौने। मुँह लटकौने। दुल्हाक काका हाथसँ इशारा करैत छै। ‘‘वएह छी वर। जेकरा देहपर ललका जँघियाटा अछि।’’

उचितवक्ता फेंफिया कऽ बजल- ‘‘अरे तोरी कऽ। हौ, ओइ गामक एहने रिवाज छै। नंगा भऽ कऽ एहिना उघारे बिआह होइ छै। नंगटा कहीं के....।’’

‘‘सभ खचरपन्नी समधीक छी। दहेजबला सभटा टाका-पैसा अपन मौगीक पछुआरे राखि कऽ आएल अछि।’’

‘‘हँ हौ, बेटाकेँ कछी-जंघिया पहिरा कऽ कुश्तीक लड़बाक लेल ठाढ़ कएने अछि।’’

सभ ठिठिआ कऽ हँसल। हा.... हा.... हा.. ही... ही...। ‘‘हे रौ हमरा तँ लगै छौ, भैंस-गाए चरा कऽ बाधसँ एहिठाम चलि एलौ। देखहक तँ कपारमे एको बून तेल छै। बिआह हेतै, कोनो खेल नै हेतै। दसटा ग्रामीत देखतै।’’

‘‘माथपर मौड़ कहाँ छै हौ?’’

‘‘चुप रह, मौड़ की देखबहक। घौड़ देखहक। बेटाबलाकेँ संतोष रहै छै हौ। दैत रहक।’’

समधी तरे-तर तामसे फुलल अछि। बेटाक हालति देखि बजत की। अन्त’मे घोंघिया कऽ बजल- ‘‘जखैनसँ दुआरिपर पएर रखलौं तखैनेसँ सभ ओल सन बोल बजि रहल अछि। आँत छुबौआ बात। जेना हमर कोनो परतिष्ठेए नै। मनुखक बेवहार एहने होइ छै की?

सभटा बकटेटिया आ लंठाधिराज जमा भऽ गेल अछि। बेसी तामस चढ़त तँ लड़िकाकेँ लऽ कऽ चलि जाएब। सबहक जेना मगजे उनटल छै।"

कालू मड़र बीचमे आबि कऽ सम्हाहरैत अछि। "सभ बकटेटे जकाँ गप्पं नै करहक। एकरा सबहक संगे की भेलै सेहो तँ बुझबहक।" समधी अपना बेटासँ पुछै छै- "की भेल रहौ बौआ?"

दुल्हाप ठोह पाड़ि कऽ कानए लगैत अछि। उचितवक्ता ठिठिआ कऽ हँसए लगल। "कनियाँ बिदागरी कालमे कानै छै। ई केहेन वर छै जे सासुर अबिते काल कानि रहल छै मौगी जकाँ।"

"पहिने सुनि लहक गप्प ।"

"हमरा सभ टाएर-गाड़ीसँ आबि रहल छलौं। बाधमे सात-आठटा डकैत धेरि लेलक। जेबीसँ सभटा पैसा-कौड़ी छीन लेलक। टाँर्चसँ हाथ मोचाड़ि कऽ पहिने झपटि लेने रहए। दिल्ली सँ कमा कऽ घुमैत काल जे पेंट-शुट कीनने छलौं सेहो निकालि लेलक। हमरा सभकेँ ठोंठकरिया दैत गाड़ीपर सँ खरस देलक। आ उ सभ टाएरपर चढ़ि बड़दकेँ हाँकि देलक।"

"हम कहै छियौ, निश्चित मूतनमा डाकू हेतौं। आइ-काल्हिमे ऊ जेलसँ छुटल छै।"

"आब लिअ, सुनियौ, सरकार केहेन छै। चोर-डकैतकेँ कतेक छूट दऽ देने छै। कतौ आएब-जाएब मोश्कि ल। सभ अपने कुरसी बचेबाक लेल परेशान। गरीबक तरफ धियान के देतै?"

चोर-चहार निशंक भऽ कऽ साँझ-विहान लुट-पाट करै छै। घूसक

टाका-पैसा गनैत-गनैत रक्षा करैबलाकेँ पलखति नै भेटै छै। की करतै, आदति पड़ल छै हौ। "हाय रे, अपने समांग दालि-भात।"

"अच्छो आब ऊ बात छोड़ि दहक दुल्हातकेँ कपड़ा-वस्तकर पहिराबह।"

धड़फड़ीमे दोसराक धोती-कुरता वरकेँ पहिरा देल गेलै। देहक नापसँ कुरता नमहर छै। लड़िका बाबाजी जकाँ लगै छै।

उचितवक्ताो ऊपर-निचा तकैत कहै छै- "हड़बड़ी बिआह कनपट्टी सिनुर।"

"टाइम नै छै। विध-बेवहार शुरू करह।"

फेरसँ सबहक मुँह हरिआ गेलै। गीत गनगना गेलै। ओने राजा सलहेसक नाच शुरू भऽ गेलै।

"अरे तोरी के, देखहक, तालपर डान्स रकेँ नचैत। जेहने रूप तेहने नाच। आइ खूबे जमतै।"

अखैनियो मनोरथ मड़र नमहर केश राखिते अछि। जुआनीमे लोक ओकरा नटुआ कहै छलै। बीचेमे टपकल- "अरे, ई की देखै छी। एक समैमे हमहूँ नामी डान्सैर छलौं। धनिकाहा गाम नाच-पाटीमे गेल रहियौ। तीन दिनक साटा रहै। भोरेसँ बड़का घरक मलिकाइन सभ कहै- चाह हमरा घरपर बनतै तँ कोइ कहै जलखै हमरा घरपर। मन तँ हमर उड़ल फिरै। लकिन की करबै अपना घरक मोह.....।"

नाच शरू भऽ गेल छै। राजा सलहेसकेँ रिझबैक लेल सती सोलहो सिंगार कऽ रहल छै।

अंगनामे साईत सिनुरदान भऽ रहल छै। झोंकपर गीत कान तक आबि रहल छै। दुल्हा सिनुर लियौ हाथ, पान-सुपारीक साथ, दुलहिन उघारि लियौ माथ, सिनुर लए ले। दुल्हालक सिरपर शोभे मोर, दुलहिन सभदिन पूजत गोड़ दुलहिन उघारि लिऔ मांग, सिनुर लए ले। ग्रामीत सभ नाचक रसमे दुबकि गेल अछि। गामक झगड़ा-लड़ाइ आ सिनेह-परेमकेँ अजय देखि रहल अछि। ओ कखनो नाच लग जाइत अछि तँ कखनो कोनचरसँ आंगन दिसि हुलकी मारैत अछि। चारूभर छड़पटाएल घुड़ैत अछि। किन्तु शीलाक कोने सुर-पता नै भेट रहल छै। अजय तकैत-तकैत अपस्यिकांत। पछुआरमे केराक बड़का-बड़का गाछ लाके जकाँ ठाढ़ छै। छोटका-छोटका झड़-झाँखुरमे भगजोगनी भुक-भुकाइते रहै छै। ओइ झाँखुरक अढ़मे माटक ढिमका छै। वएह तँ बनल अछि, दुनूक परेम मिलन स्थतल। ओइठाम दुनू गोटे सभ किछु मोन पाड़ैत अछि आ सभ किछु विसरैत अछि। जहियासँ जोड़ लगैत गहुमन ओइ जगहपर मारल गेलै तहियासँ ओम्ह र जेबाक साहस कमे लोक करै छै। अंगनामे शीलाकेँ कछमच्छी लगल छै। लोकक आँखिसँ बचि कऽ ओइ जगहपर जेबाक कोशिशमे लगल दै। परन्तु काजक अंगना अछि तँए कोइ ने कोइ ओकरा सोर पाड़ि लैत अछि। पछुआरमे अजयकेँ मच्छिर काटि रहल छै। चोर जकाँ रगड़ि कऽ मच्छिरकेँ मारैत अछि फेर विचारमे हरा जाइत अछि। शीला आइ दुलहिन जकाँ सजल छै। केना ने सजितै? ओकरा बहिनक बिआह भऽ रहल छै। छजन्ता‍ छै। अजय आगूक खत्तामे

१.  नारायण झा २.  जगदानन्द झा ३.  बेचन ठाकुर- कविता- वनभोज

**१**



**नारायण झा**

**रहुआ संग्राम**

**कविता-**

कुर्त्ता उजरे, पैजामा उजरे। कान्हपर गमछा उजरे दलाने-दलाने

छातथि अगबे गप। करथि वादा हुनकासँ लप्परक-पल दौग-दौग
सभ नेना मांगैत छन्हिम पर्चा
बाटेमे नै लगैत छैक कोनो खर्चा।
की हौ मुखिया काका, की हेतै हाल मुर्गा बोतल की करतै एहुबरे कमाल। अहुँ सुनबै, तहुँ सुनहक एकर जर्जर हाल देखहक।
अनाज, किरासन, इंदिरा आवास
जरूर भेटतैक राखह बिसवास। ई गप मारि फटकबाक छै कोनो की करबाक छै। समाजक सेवा परम सेवा दिन-दिन भेटतैक एकर मेबा। कुर्त्ता उजरे, पैजामा उजरे कान्ह परक गमछा उजरे।।

२

जगदानन्द झा

**गजल-१**

हाथी दाँत खे कें आर, देखाबै कए छै आर
नेता कें कहैक तँ बात आर करै कए छै आर

केलक भोज जे नै दालि बड सुडके, इ जग-जाहीर

भोजक बात आरो छैक, बात किनै कए छै आर

दोसर कें फटल में टाँग, सब कीयो अडाबै छैक
फाटल अपन सार्बजनिक देखाबै कए छै आर

सासुर कें मजा बहुते होइ छै, अपने बुझल सब नीक
कनियाँ सन्ग सासुर में मजा तँ रहै कए छै आर

भाई धन कए गौरब तँ गौरबए बताहे छैक
आ सम्पैत-गौरब बाप जँ कमेलै कए छै आर

(दीर्घ,दीर्घ,दीर्घ,हस्व SSSI, चारि-चारि बेर सभ पांति में )

**गजल -२**

बेटी नहि होइ दुनिआ में, कहु बेटा लाएब कतए सँ
जँ दीप में बाती नहि तँ, कहु दीप जलाएब कतए सँ

आबै दियौ जग में बेटी के, के कहे ओ प्रतिभा,इन्द्रा होइ
भ्रूण-हत्या करब तँ कल्पना,सुनीता पाएब कतए सँ

मातृ-स्नेह, वात्सलके ममता, बेटी छोरि कें दोसर देत
बिन बेटी वर कें कनियाँ कहु कोना लाएब कतए सँ

धरती बिन उपजा कतए, घर बिनु कतए घरारी
बिन बेटी सपनो में, नव संसार बसाएब कतए सँ

हमर कनियाँ, माए बाबी हमर किनको बेटीए छथि
बिन बेटी एहि दुनिआ में, मनु हम आएब कतए सँ

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण-२१ )

**गजल-३**

आई काल्हि तँ राजनीतिक बाजार बहुत गर्म अछि
देखू नेता सभहँक हाल बनल बड़ड बेशर्म अछि

चानन टिका लगा कs ओ बनल बडका-बडका भक्त
नहि पुछू एहि संसार में केने कतेक कुकर्म अछि

जए अछि कर्मयोद्धा धीर बीर, ओ बजैत नहि अछि

चुप्प भS करैत सदिखन अपन-अपन कर्म अछि

भैय्यारी आ सद्भावना इ तँ सबसँ बड़का प्रेम अछि
जे लडाबए एक दोसर सँ ओ नहि कोनो धर्म अछि

हम छी मैथिल, आ नहि कोनो आन हमर धर्म अछि
सपनो में एकरा त्यागि,सबसँ बडका अधर्म अछि

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण-२०)

**गजल -४**

नरहीया भुकैए हमर घराडी पर
बसलौं परदेश में हम खोबाडी पर

दूध-दही पान मखान सब छोरि एलौं
छी पेट पोसने तS दु-टुक सुपारी पर

जे किछ कमेलौं हाथ-पएर तोरि कय
साँझ परैत खर्च भेल छूछे तारी पर

बचेलौं बर्ख भरि पेट काति-काति कय
गमेलौं गाम जए-आबक सबारी पर

छोरु दोसरक आसा अपन बसाऊ यौ
घुरि आउ मनु सोनसन घराडी पर

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण-१५)

**गजल-५**

किस्त-किस्त में जिनगी बिताबै लेल मजबूर छी
माटि पानि छोरि अपन, किएक एतेक दूर छी

आबै जाए जाउ घुरि-घुरि अपन-अपन घर
घर में रोटी नै, रखने माछ-भात भरपूर छी

तिमन-तरकारी बेच-बेच करू नै गुजरा यौ
घुरि आऊ अपन गाम, एतुका अहाँ हजूर छी

परदेश में बनि कतेक दिन रहब परबा

अपन घर आऊ, एतए के अहाँ तs गरूर छी

अपन लोकक मन-मन में मनु अहाँ बसुयौ
परक द्वारि पर बनल किएक मजदुर छी

(सरल वार्णिक बहर, वर्ण-१८)

**गजल-६**

किस्त-किस्त में जिनगी बिताबै लेल मजबूर छी
माटि पानि छोरि अपन् किएक एतेक दूर छी

आबै जाए जाउ घुरि-घुरि अपन-अपन घर
घर में रोटी नै, रखने माछ-भात भरपूर छी

तिमन-तरकारी बेच-बेच करू नै गुजरा यौ
घुरि आऊ अपन गाम, एतुका अहाँ हजूर छी

परदेश में बनि कतेक दिन रहब परबा
अपन घर आऊ, एतए के अहाँ तs गरूर छी

अपन लोकक मन-मन में मनु अहाँ बसुयौ

परक द्वारि पर बनल किएक मजदुर छी

**गजल -७**

करेजा में अहाँक छबी बसल,मोन हमर ह्टैत नहि अछि
अहाँके स्नेह सागर में नहेलौं,एकर पानि घटैत नहि अछि

सुतै-जागैत ध्यान अहींक केने, हम सदिखन रमल रहै छी
अहाँके अछि सुन्नर काया कतेक, कतौ मन ह्टैत नहि अछि

सगर संसार देलहुँ त्यागि हम, केने वरण छी आब अहीं के
अहाँके संग छोरि कतौ, मिसीयो भरि उसास अबैत नहि अछि

अहींके नाम लिखल अछि, मनु कए एक-एक धरकन पर
पुछूनै हमर हाल अहाँ, बिनु अहाँ जीबन कटैत नहि अछि
(वर्ण-२४, बहरे-ह्जज )

**गजल-८**

अहाँ कखनो तँ बाट हमर घरक धरबै

अहाँक हाथे ओहि दिन हम वरक धरबै

लाली सेनुर टुकली श्रृंगार हमर सबटा
अहाँ बिनु एकरा हम कोनो सरक धरबै

एही जीबन में सिनेहिया अहाँ नहि भेटबै
जिबते जीबैत हम तऽ बुझु नरक धरबै

अहाँ हमर जिबनक पूर्निमाक इजोरिया
अहीं हमर मोन में इजोत भोरक धरबै

अहाँ आब त फूसीयो सँ आबियो घर जाउ यौ
मनु कखनो त कनिको कोनो सरक धरबै

**गजल-९**

खूर देलखिन्ह ओ
सोधि लेलखिन्ह ओ

देख मोका नीक सँ
चाभि पेलखिन्ह ओ

माय-बेटा के देखू
फूट केलखिन्ह ओ

नीक-नीक साडी में
फीट भेलखिन्ह ओ

गाम-गाम घूमी क
नाम केलखिन्ह ओ

**गजल-१०**

धुप-आरती हम कएलहुँ नहि
जप-तप करब जनलहुँ नहि

सैदखन कर्तव्यक बोझ उठोने
अहाँक ध्यान किछु धरलहुँ नहि

की होइत अछि माय-पुत्र के नाता
एखन तक हम जनलहुँ नहि

हम बिसरलहुँ अहाँ के लेकिन
अहुँ एखन तक देखलहुँ नहि

आब हमरो ध्यान लियअ हे माता
स्नेह अहाँक हम पएलहुँ नहि

**३**



**बेचन ठाकुर**





(वर्ष ५ मास ५२ अंक १०४) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

## कविता

## वनभोज

सगर राति वनभोज भऽ गेल

मिथिलांचल छोड़ि दिल्ली चलि गेल।

साहित्य. अपमान भऽ गेल,

कथा गोष्ठीक किल्लीऽ तोड़ि देल।

हरिनक गवाही सुग्गर देल

दुनू पड़ा कऽ जंगल गेल।

जंगलमे मंगल भेल।

हिस्सेऽदारक हिस्सा कटि गेल।

जे भेल से नीके भेल,

जेना रमायण महाभारत भेल।

बुधिमे बियाधि भऽ गेल,

कएल-धाएल पानिमे चलि गेल।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

१.उमेश पासवान २.किशन कारीगर

१.






**उमेश पासवान**क पद्य-

**मनक बिसवास**

भेल अन्हाार लगल जेना सभ निपत्ता बहल पछबा चलल हवा टुटल
पत्ता हृदए व्यााकुल मिलनक आश दौड़ैत-दौड़ैत
भेटल नै ठौर कखनो सफलता कखनो असफलताक डर दृढ़
संकल्पक अटुट बिसवास जिवनमे आश लेने मनक बिसवास देखि
रहल छी सुगम पथ उत्सापहक रथ एक दिन जरूर पुरा होएत
मनक मनोरथ ऐ लेल पीबए परैए कोनो घाटक पानि किएक नै
उपछए पड़ए खत्ता भेल अन्हा र लगल जेना सभ निपत्ता।

**केहेन विधन**

लिखलनि विधाता कलजुगमे मेटा रहल मानवता अप्पगन-अप्प न
हितक लेल मारि कऽ रहल अछि परोपकारक नै अता-पता केहेन
विधना लिखलनि विधाता आब ऐक भऽ रहल अछि मनुख चरित्र
निप्पता सेवासँ सभ न्निरवित माता-पिता केहेन विधना लिखलनि
विधाता नित दिन मनुख-मनुख करैए हत्याक केकरा दोख दी जेहने
गुरु तेहने चटिया असली-नकलीमे अन्तपर की माटिक मुरुत बनल
अछि

भाग्य विधाता।

**अपनेकेँ की कही**

समाजक अइना कही कि फोटोग्राफर प्रोफेसर कही कि पत्रकार कवि कही कि रचनाकार अफसर कही कि बेरोजगार अभिभावक कही कि दोकानदार पढ़ै छी रोज अपनेक लिखल समाचार खुलि जाइए हमर बुधिक सभ द्वार टक-टकी लगेने रहै छी पढ़बाक लेल हिन्दुलस्ताढनक समाचार सबहक मनकेँ भावैए अपनेक बेवहार डरे अछि घुसखोर कमी भेल भ्रष्टाएचार सदिखन अहिना चुमी अहाँ सफलताक शिखर-पहाड़ कोन नाम केर सम्बोधिन करी अपनेक लेल अचरजमे पड़ल अछि कवि चौकीदार।

**फुसि-फट्टका**

हे आब बुझिऔ बड़ दम खम देखबै छलए चौकीदार-दफेदारकेँ आबि रहल अछि ओ सभ कियो आबए दिऔ नितिश कुमारकेँ घूस लइए तरे-तर निर्दोशकेँ भितर दोषीकेँ बहार कन्यािकेँ लऽ कऽ नेपाल तँ कहियो घरपर खाली फूसि फट्टका हे आब बुझिऔ आबि रहल अछि ओ सभ कियो डियूटी कम-सम खाली छुट्टी मोन जे गरमाएत ओनीहारकेँ तँ लगा देत पुलिस लाइनमे डियूटी कि बुझै छिऐ मुख्ता र-मुंशी, दुनू पार्टीसँ
करैए कनफुसकी थानाकेँ छोड़ि दै छिऐ जे.पी बाबू आर.आर सिंहपर हे आब बुझियो।

**हकिकत**

आँखि बंन्न डिब्बाब गायब अतै हकिकत अछि जोर चलैए लबड़ा-





चुच्चा क जे मंगैए दऽ दियौ नै देब तँ जानपर मोशिबत अछि लोक
बनल अछि बहुरुपिया
रंग भेषसँ केकरा चिन्हिब मोसकिल अछि एतए मनुखक रूपमे
शैतान छिपल अछि के की छी नै किनको माथपर लिखल रहैए
आइ मानवताकेँ कऽ रहल अछि कलंकित जे अप्पतन स्वाटर्थ
भावमे डुमल अछि मनुख तन पाबि कऽ
प्रभूक भजन छोड़ि कऽ
अहित काममे लागल अछि आँखि बन्न
डिब्बाब गायब एतेक हकिकत अछि।

**पावन भूमि**

बिहारक पावन भूमिमे सदा बहैत अछि गंगा, कोसी कमला बलान
एकर निर्मल जलसँ निखरल अछि एतुक्का खेत ओ खरिहान
विक्रमशिला विश्वविद्यालय बुद्ध स्पुतत मिथिला पेटिंग अतितक अछि
स्वाभिमान महा कवि विद्यापति आर्यभट्ट, आयाची मंडन जतए छथि
महान एतए अतिथि पुजल जाइत अछि संतकेँ होइत अछि सत्कुार
स्वोगतमे भेटैए पान-मखान भाषा संस्कृ ति सदिखन सभकेँ मनमोहने
अछि कला संस्कृतिकेँ अलग-पहिचान एतए श्रीराम आएल छथि
वनक मेहमान एखन हम कहाँ बिसलौं जे कहि गेल महाविर बुद्ध
भगवान अपन माटि पानिसँ जुड़ल छी हम अल्लााकेँ जपै छी पुजै
छी श्री राम
छठि, ईद मनबै छी एक संग मिलि कऽ
हिन्दूँ और मुसलमान देश हमर हिन्दुदस्तांन बिहारक पावन भूमिपर

सदा बहैत अछि गंगा कोसी कमला बलान।

**एना नै कर**

बौआ रौ एना नै कर सुन हमर बात किदु सोची जखन मन रहैए
शितल सुख-दुख राखी कऽ मोनमे बिसरि कऽ सभ
बात बितल बौआ रौ एना नै कर सुन हमर बात अबेर तक नै रह
सूतल भोरे उठि कऽ कर माए-बाबुकेँ प्रणाम तकरबाद धुम-फिर
टहल मन रहतौ चंचल बौआ रौ एना नै कर सुन हमर बात
अपनासँ श्रेष्ठबसँ किछु सिखी नै बात करी रटल खेली-कुदी पढ़ी-
लिखी करी सबहक कहल बौआ रौ एना नै कर सुन हमर बात।

**भुतहा मोड़**

नित दिन होइए नव-नव घटना
साँझ ओ भोर कोइ होइए घाइल तँ कोइ होइए चोटील थोड़बो थोड़
मरि गेलै बुचना तँ मरि गेलै सजन-धजल बर उजरि गेलै केकरो
मांगक सिनुर उजरि गेलै केकरो घर बिहुँसै छै नव कन्याँग कनै छै
माए-बाबू-भाए-बहिन बहबै छै दहो-बहो नोर चरचामे बनल हृदए
विदारक ई घटना चहू ओर मौतक चौराहा बनल अछि एन.एच
भुतहा मोड़।

**हमरो लेने चलू**

हमरो कहि दिअ यौ अपने कतए जा रहल छी संग हमरो लेने चलू
हमहूँ जाए चाहै छी अपनेक संग अइठाम ऐ दुनियाँमे
मोन हमरो औना गेल जेना लागैए हम भऽ गेलौं तंग सभ ई अपनेक

बनाओल ई विधना के अप्पनन के पराया सभ अपने छी हम आइ
बूझि गेलौं सभ किछु भऽ गेल मोह माया हमर भंग अपनेक
अलौकिक छी अन्तर्यामी छी सभमे छी अंनत रंग खुलि गेल हमर
आँखिक भरम दुनियाँ ई एकटा नाटक अछि केकरो जीवन तँ
केकरो मरण ई पार्ट तँ अहिना चलैए हमरो कहि दिअ यौ अपने
कतए जा रहल छी संग हमरो लेने चलू।

**अथाह**

पलक झपकैत हम सपनाक दुनियाँमे बटोही सन हम हेरा गेलौं जहू
दऽ कऽ बाट नै छल तहू दऽ कऽ हम चलि देलौं डेग-डेगपर होइत
रहल लोक संगे नोक-झोक जाइत रहलौं हम बेरोक-टोक उलटि
कऽ नै देखलौं के भेल खुश के भेल नाराज बिनु परवाह केने हम
चलैत रहलौं ततेक दूर हम चलि गेलौं हमरो थाह नै लागल निनक
नदीक धारामे सपनाक नाहपर सवार हम चलैत रहलौं अविरल मोन
विभिन्न तरहक विचारक प्रवाह अबैत रहल डगमगाए लागल बिच
अथाहमे लोभ-क्रोध नै छल हमरा चाहमे पलक झपकैत हम सपनाक
दुनियाँमे बटोही सन हम हेरा गेलौं।

**गारल मुर्दा**

श्मशानमे गारल मुर्दा छटपटा रहल अछि भितरसँ ओङरी
अप्प न उठा रहल अछि कहरैत श्वरमे बाजल आजुक मनुखक
अस्तिमत्वा कि अछि मानवताक गुण विश्वास परम्पअरा सभ किछु
बिसरि गेल अछि आइ मनुखक दुश्मवन मनुख बनल अछि सभ
लोभ-क्रोध मोह-माया केर जालमे ओझरा गेल अछि गारल मुर्दाक

प्रश्नसँ हमर हृदए कापि गेलि एकर उत्तर हमरा लग नै छल अनायास हमरो मुँहसँ निकलि गेल आजुक मनुखक अस्तहत्वक कि रहि गेल।

२

**किशन कारीगर**

**अगिला अंक मे छपत**

(हास्य कविता)

रचना भेटल अहाँ के
मुदा अगिला अंक मे ओ छपत
बेसी फोन फान करब त
फुसयाँहिक आश्वासन टा भेटत।

अहाँ के लिखल कहाँ होइए
तयइो हमरा अहाँ तंग करैत छी

हमरा त लिखैत लिखैत आँखि चोन्हराएल
अहाँक रचना हम स्तरीय कहाँ देखैत छी।

रचना कोना क स्तरीय हेतैय सेहो त
फरिछा के अहाँ किएक नहि कहैत छी
हम रचना पर रचना पठबैत छी
मुदा अहाँ त कोनो प्रत्युतरो ने दैत छी।

हम त कहलहुँ अहाँ के लिखल ने होइए
नवसिखुआ के ने लिखबाक ढ़ग अछि
कोनो पत्रिका में त छैपिए जाएत
इहए टा एकटा भ्रम अछि।

ई भ्रम नहि सच्चाई थिक
नवसिखुओ एक दिन नीक लिखत
नहि छपबाक अछि त नहि छापू
लिखनाहर के कतेक दिन के रोकत।

संपादक छी हम अहाँ की कए लेब
मोन होएत त नहि त नै छापब
बेसी बाजब त कहि दैत छी
अहाँ के कनि दिन और टरकाएब।





रचना नुकाउ आ की हमरा टरकाऊ
आँखि तरेरू अहाँ खूम खिसियाऊ
कारीगर ने अछि डरैए वला
किएक ने अहाँ पंचैती बैसाउ।

हे यौ वरीय रचनाकार महोदय
पहिने अहुँ त नवसिखुए रही
आ कि एक्के आध टा रचना लिखी
समकालीन सर्वश्रेष्ठ बनि गेल रही।

सच गप सुनि अहाँ के तामस उठत
तहि दुआरे किछु ने कहब कविता हम लिखब
आश्वासन भेटिए गेल त आब की
ओ त अगिला अंक मे छपत।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**









**रामविलास साहु**क पद्य-

**धनरोपनी**

सावनक राति

इजोरिया जरैत पूरबा हवा दोमैत आसन लगौने बैस अकास निहारैत

सोचैत छल आश लगेने सावनक बून्न कहिया खसत जे भरिखरि

धनरोपनी हएत किछु दुर नभमे बिजली चमकैत ढनमनाइत दस्तजक

दैत बादल उमरि गेल धरतीपर बेंगक बाजा निरंतर बजैत झिंगुरक

झनकारसँ

धरती धमकाबैत मेघक बरियाती सजए लागल कारी काजर सन

मेघ उमरि पड़ल बिजली छिटकैत छिटकैत मेघक रास्ताी देखबैत

पसरि गेल चारूकात घनघोर बर्खा भेल डबरा-खत्ता भरि गेल खेत

चानी सन चमैक गेल खेतक पानिसँ

धूर तड़पैत उछलैत इचना-पोठी-टेंगरा चाल दैत कुदकैत देख

गामक बच्चाद बेदरू कूदि-कूदि माछ पकड़ैत बिहानेसँ गजार कदबा

हुअए लगल खेत हर जोतैत हरबाह बिरहा गाबैत गामक माए-बहिन

धानक बीज उपारैत भूलल बिसरल सोहर समदाउन गबैत धनरोपनी

करैत खेत

हर्षित मनसँ कहैत- “हरक नाश आ

खेतक चासपर पेट भरबाक अछि सभकेँ आश।”

**लफंगा**

फाटल धोती फाटल अंगा पएरक जूता टुटल फाटल आँखिक
चश्माग दूरंगा चौंकैत चलैत अछि बेढ़ंगा बात करैत जना लफंगा
लफड़ैत चलि दरिभंगा बात-बातमे फॅसाबए दंगा सवाल-जबाब करैत
अरंगा जखैन भऽ जाइत दंगा मौका पाबि फनैत नंगा बात-बातमे
कहैत लफंगा मन चंगा तँ कठौतीमे गंगा साँच झूठक दोहरी अंगा
एकरंगा पहिर बनाबै फंदा झूठक खेतीमे उपजाबए बूटी फाटल
जेबीमे रखलक मोती राम-नाम रटलासँ नै मिलत रौटी नीक काज
कऽ बनाएब कसौटी
जखन किनब मोट-मोट पोथी ज्ञानक प्रकाश मिलत अनोखी
विकासक गंगा बहत चौमुखी।

**रूपैआक ढेरी**

रूपैआक ढेरीपर करैए खेल दुनियाँकेँ नचबैए ठेल-ठेल रूपयाक
लालचमे बनल अछि पागल दानव बनि मानवपर करैत राज सुखक
भुख मिटबैए रूपैआसँ दीन दुखियाक तौलैए रूपैआसँ मनुक्खखक
चालि छोड़ि चलैए
नाच करैए खंजन चिड़ै सन सुखक चाहमे भटकि गेल राह
सोमरसमे समाए गेल मन विचार नंगा नाच करैए रूपैआ ढेरीपर
जोशमे होश उड़ि गेल नचबैयाकेँ जखन रूपैआक ढेरी अंत भऽ गेल

जिनगीक दू किनारा बीच पिसाए गेल दुखक धारमे बहि गेल रूपैआक ढेरी जहिना मनुख मुट्ठी बन्न जनमैए हाथ पसारि संसारसँ चलि जाइए रूपैआक ढेरी ओहिना रहि जाइए।

**आएल वसन्त**

आएल वसन्तर भागल जाड़
फूलसँ सजल धरती दुलहिन समान फूलक सुगन्धर चढ़ए आसमान आम मजरल महुआ पसरल भौंरा करए गुणगान सेरसौं बाजए शहनाइ समान वसन्त रंगमे रंगाएल सभ एक समान ढोल, मजीरा, ढाक, डफली बजबैत गबैत फागुनक गान रंग अबीरमे नहाएल समान भेद-भाव मिट गेल सभ लगैए एक्के समान आमक गाछपर कोइली बजैत सभकेँ दैत प्रेमक वरदान धरती बनल स्वर्ग समान आएल वसंत भागल जाड़।

**अप्पन-पराया**

अपना लेल सभ मरै छै पराया लेल नै कोइ जे परायाकेँ अप्प न बूझै छै तँ जग सुन्द र होइ अप्पगन तँ अप्प न होइ छै पराया किअए होइ छै सभ धरतीपर जनम लइ छै एक्केठाम जीबै-मरै छै जाति भेदक अंतर किअए होइ छै अपन करम अपने करै छै दोसरकेँ अहित किअए होइ छै जखन मनुक्खिक जाति एक्के होइ छै सभ तँ अन्ने-पानि खाए-पीब जिबै छै तखन विचारमे किअए अन्तकर

होइ छै सबहक विचार जँ एक्के हेतै सभ-आनो-विरानो अप्पान हेतै एक्करंगा समाज बनतै सबहक विकास समरूप हेतै अप्प न-परायक भेद मेटेतै

जग सुन्दर बनि जेतै।

**बाट बटोही**

डेग-डेगपर बाटमे मोड़ होइ छै तैयो राही बाट चलै छै तहिना जिनगीमे मोड़ होइ छै बाटक मोड़ करोट नै लइ छै मुदा जिनगीक मोड़ करोट लइ छै बाटपर बटोही सभ दिन चलै छै जिनगीक मोड़ कठिन होइ छै बाटक बटोही बदलैत रहै छै तहिना जिनगियो बदलै छै

जहिना बाटक दिशा होइ छै ओहिना जिनगीक दिशा सेहो होइ छै सही बाट पकड़ि बटोही

अप्पबन-मंजिल पहुँचै छै गलत बाट पकड़ि बटोही भटकि-भटकि चलि थकै छै बाटक ओर-छोड़ नै होइ छै बटोही चलैत थकि मरै छै मुदा सही बाट चलैत बटोही अप्प न जिनगीक लक्ष्यह पबै छै।

हाटक चाउर बाटक पानि

हाटक चाउर बाटक पानि

बनियाँ घरक तरजूकैँ

नै होइ छै कोनो माइन जानि-मानि होइ छै हानि जिनगी चलै छै उबानि

उजरल वनमे फूल-फड़ खिलैत-फड़ैत केना ठेलि-ठेलि जिनगी चलैत केना फाटल वस्त्रू टूटल घरमे जिनगी रहै छै अन्होरे-अन्हाकर

सूखल जिनगी केना पोनगत

पोनगि-पोनगि सुखि-सुखि जाए केना सिंचब नै फुराए सभ दिन जिनगी अन्हुरिये बिताए इजोरिया कहियो नै देखाए सूख तन उजरल मन वन-वन भटकै मृग समान हाटक चाउर बाटे बिलाएल घाटक पानि घाटे सुखाएल बिनु पानि नै पियास बुझाए।

ज्ञान बॉटैत चलू

लिखैत पढ़ैत रहू जिनगीकेँ सजबैत रहू लिखल पढ़ि ज्ञानी बनू लिखि-लिखि ज्ञान बॉटैत चलू अपन ज्ञान अपने नै दुनियाँमे बॉटैत चलू लिखैत-पढ़ैत रहू ज्ञानक गीरह नै बान्हू खोलि-सजाय बॉटैत रहू ज्ञानीक ज्ञानसँ दुनियाँ सजै छै आज्ञानी विनाश करै छै लोभ-मोह-माया-छोड़ि

दुनियाकेँ सजबैत चलू ज्ञान बॉटलासँ खर्च नै होइ छै निरंत्तर ज्ञान बढ़ैत रहै छै ज्ञानसँ अभिमान मेटाइ छै मान-सम्मारन सभ दिन भेटै छै ज्ञानक काज राजा-रंककेँ पड़ै छै बिनु ज्ञान दुन्यिाँ नै चलै छै ज्ञान बॉटैत चलू....।

प्रेम आकि पैसा

अहाँकेँ की चाही? प्रेम-

प्रेम आकि पैसा प्रेमसँ सुख-शांति भेटत

दुख हरत कल्यारण करत बिगरल काज असान करत दिलक दरद असान करत एकताक पहिचान बनत यश बढ़त इज्जत भेटत विश्वक कल्या ण करत। पैसा-

पेंच फॅसाएत

प्रेमसँ दूर राखत दुखक पोटरी सिरपर लादत
ऊँच-नीचक भेद बढ़ाएत धर्म-इमान मेटाएत अपने बलसँ गरीबपर
अत्याबचार बढ़ाएत धाक जमाएत जोश बढ़ाएत नीन उड़ाएत
दुनियाँमे अशांति बढ़ाएत अहाँकेँ की चाही।

कालक पहरा

कालक पहरा चहुओर पड़ैए चंचल चित्त मन चोर बनल अछि किला
बीच दुआरिपर पहरा पड़ैए नगर शहरमे ढिढोरा पड़ैए राजा बैसल
सिंगहासन डोलैए प्रजा सूतल नीन खिंचैए तही बीच चोर चोरी
करैए कालक पहरा चहुओर पड़ैए।
आन्ह र राजा सेवक बहिर भूखल प्रजा होइ छै अधीर मंत्री-संत्री
चोर बनल अछि अधिकारी खजाना लूटैए
आन्हरर राजा भुजा फँकैए
मंत्री मलाइ चटैए भरल खजाना लूटि-लूटि नीत होली-दिवाली मनबैए
देखि प्रजा भूखल सूतैए
कालक पहरा चहुओर पड़ैए। खजानाक माल विदेस भेजैए रक्षक
भक्षक बनल अछि निर्वल राजा चोर सबल अछि जनताक लहु
चौबटियापर बिकैए सिंगहासनसँ सटल राजा लोभ-मोह-माया बीच
फँसि
टुकुर-टुकुर तकैए खाली खजाना देखि राजा सोगमे सोगाएल रहैए
कालक पहरा चहुओर पड़ैए।
पियासल मन

झुलसल तन करियाएल सन पियासल मन मन्हुसआएल सन सूखल वन उजरल उपवन तपि-तपि धरती जरल सन बिनु मेघ तड़सए नयन करेजा कापए भुमकम सन कि हएत बर्खा हर्षित मन नै कोइ जानए ज्योहत्षीि सन मन उदास देखि डोलए पवन मेघकँ बजबए सिहकि पवन वातावरण भेल मेघौन झरझर बरसए बजए ढनढन सूखल धरती मुरझाएल वन उपवन भेल हरिअर कंचन झुमि-झुमि नाचए मेघ संग पवन

बिजुरी चमकए डरै तन-मन पाखि खोलि नाचए मोर-मोरनी संग सबहक तन-मन जुराएल पियासल मन धरतीकँ बुझाएल।

दहेजक खेल

दहेज- बिआह बिगाड़त इज्ज।ति उताड़त तैयो लोक करैत अछि दहेजसँ मेल जखन दहेजक खेल शुरू भेल बिआह भेल गरमेल समाजमे भेल बड़-बड़ खेल बिआह सन पवित्र बंधनकँ बिगाड़ैत दानव दहेजक खेल बिआहक शुभ मुहुर्तमे दहेज दिअए अरचन-धोखा बिगाड़ैत समाजक नाता परिवार आ समाजक

तोड़ि देत दिलक नाता आउ हम सभ मिलि दहेज मुक्त समाजक निर्माण करू भेद-भाव मेटा कऽ

बिआहक वंधन मजगूत करू। घर परदेश

कतेक दिन बाद एलौं हाल-चाल दुखद सुनेलौं राति-दिन दुख किअए सहलौं घरेमे रहितौं धीरज देतौं सभ मिलि दुख सहितौं अधो रोटी खाए कऽ जीबितौं धिया-पुता संगे रहितौं अपने समाजमे कमेतौं परदेश पराया होइ छै दुख-सुख कियो नै बाँटै छै रूपैया लेल

दुष्कुर्म करै छै नै रूपैया भूखै मरै छै मुदा अपन समाजमे प्रेम होइ छै पैंच उधार सेहो भेटै छै अपन कि आनोकेँ

विपत्तिमे मदति करै छै सभ इज्जातसँ जीबै छै घर छोड़ि परदेश किअए गमेलौं बाल-बच्चातकेँ बिलटेलौं रिन्यिा महाजन सेहो भेल

कर-कुटुमैती सभ छूटि गेल एहेन करम किअए करब जे परदेशमे खटब

काज नै देत मरितो परदेश आब एहेन काज नै करब जीबैले समाज सभसँ पैघ समाजेमे रहि जीअब मरब

गहुमक कटनी-दौनी

**अधरतियेमे नीन टूटल**

कच्छिमछाइ सूतल पड़ल गहुमक कटनी माथपर चढ़ल काटि-खोंटि घर नै लाएब तँ भरि साल बाल-बच्चाब

की खाएत केना जीअत अही सोचमे पड़ल छलौं

एकाएक मनमे फुराएल सभ धिया-पुताकेँ उठेलौं आँखि मिड़ैत हँसुआ लेलौं सभ मिलि खेत पहुँचलौं गहुमक खेतक नम्हएर कित्ता सभ मिलि काटैत छलौं अधकटनी भेल मुदा चैतक रौद मुँहपर पड़ल आब कि काटब गहुम रौदामे झुलसि गेलौं खाली गहुमे काटब से केना भूख-पियाससँ बहए पसिना मुदा हिम्म ति हारि जाएब केना सभ गहुम काटि खेत खसेलौं चैतक रौदमे देह झरकेलौं घूमि घर एलौं सुसतेलौं भानस-भात भेल नहेलौं सभ मिलि खेलौं आराम केलौं पानि पीब जुन्ना बनेलौं धिया-पुता संग खेत गेलौं गहुमक बोझ बान्हिप-बान्हि

उघि-उघि थ्रेसर लग पहुँचेलौं राति भरि दौनी करेलौं गहुमक दाना कोठीमे भरलौं भूसीकँ भुसकाँरमे टलियेलौं
चारि मासक गहुमक फसलि दिन-राति खटि कऽ घर केलौं साल-भरि रोटियो खा जीअब तइ चिन्ता-सँ दूर भेलौं।

**बिआह की थिक?**

बिआह की थिक दू आत्माक मिलन कि दू रक्ति मेल कि दू देहक संगम कि दू वंशक गठवंधन कि स्त्रीक-पुरुषक प्रेम वंधन कि मनुख जातिक क्रमश: सृजनात्मक सफल प्रयाससँ कि बिआह समाजक रीति-रिवाज बिआह की थिक?

**आजुक दिन**

समाजक बदलल स्व रूप ने ओ गाम ने ओ नगर ने पहिलुका ठाठ-बाठ ओ पुरना विरासतमे भेटल धरोहर भेल विलिन खण्ड-पखण्डट भऽ टूटि गेल बाबा समैक गाम-समाज पोखरि इनार परती-पराँत सभ किछु बदलि गेल नै अछि कोइ देखिबैया समाजक प्रेम टूटि गेल बड़का दलान बड़का परिवार टूटि कऽ चकनाचूर भऽ गेल कतेको पड़ाइन भेल तँ कतेको विकासक होड़मे गाम-घर छोड़ि चलि गेल समाजक मर्यादा पानिमे बहि गेल आजुक दिन नै रहल भाय-भैयारीमे प्रेम सभ अपन रागक डफली अपन-अपन बजबैए बदलल समाजक स्वनरूपमे अपन जिनगी बितबैए खान-पान बदलि

गेल पालकी-महफा ओहार लगल कठही गाड़ी विलिन भऽ गेल
डफरा-बसुली कठघोड़ाक नाच आइ समाजसँ उसरि गेल गामक
पंचैती गामेमे बड़का दलान बैस करै छल बड़का-छोटका सभ मिलि
दूध-पानि बेड़बै छल बाघ-बकरीकेँ एकठाम एकहि घाट नमबै छल
आजुक दिन ओ रीति-रेबाज
गामसँ उसरि गेल बदलल लोक बदलल समाज हित कम अहित
बेसी भेल आजुक दिन देखै छी।

पुत्र कुपुत्र

आशीर्वाद हम दइ छलौं अहाँ नै उचित समझि सकलौं माए-बापक
अरमानकेँ अहाँ पुरा नै कऽ सकलौं पुत्र नै कुपुत्र छी अहाँ
खनदानक मर्यादा नै बचा सकलौं माए-बापक रीनकेँ अहाँ
जिनगीमे नै सठा सकलौं स्वार्ग सन सृजल घरकेँ अहाँ लंका जकाँ
जरा देलौं भरत सन भक्तर भाएकेँ अहाँ अपन प्यार नै दऽ सकलौं
देशभक्तन छी अहाँ मुदा अपन घरकेँ जराकेँ जरा देलौं जरल घर
ऊजरल परिवार समाजोकेँ अहाँ ठोकरा देलौं आबए बला समैमे अहाँ
केकरा की जबाब देबै मुँह छुपा अन्होरेमे अहाँ आँखिक नोर बहेबै
मनुख की मनुखताकेँ छोड़ि
क्षनिक धन-सुख लेल अमुल्यी जिनगी गमा देलौं असल जिनगी
स्वेर्ग छोड़ि नरकक जिनगी अपनाए लेलौं आशा बहुत छल अहाँसँ
सभकेँ निरास बना देलौं की उदेश अछि अहाँक
हम सभ नै जानि सकलौं की लऽ कऽ एलौं अहाँ की लऽ कऽ
जएब सभ अरमानकेँ अहाँ क्षनेमे जराए मेटाए देलौं अहाँपर बहुत

गर्व छल सभकेँ माटिमे मिला देलौं पुत्र नै कुपुत्रक नाओंसँ दुनियाँमे जानल जाएब अहाँ धन पत्नी मित्र बहुत भेटत माए-बाप सहोदर भाए जिनगीमे एक्केबेर भेटत टुटल दिल कहियो नै जुटल कुपुत्रक कलंक नै छुटत सभ किछु रहितो जिनगीमे आशीर्वाद नै भेटत।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**१.**  **जगदीश प्रसाद मण्डल २.**

 **नवीन कुमार झा "आशा"**

१.

**जगदीश प्रसाद मण्डल**क पद्य-

**गुड़ घाव**

उपकि-उपकि गुड़ घाव तन-तन, फण-फण करए लगल।
सगर शरीरक आसन बनि थइर अपन बान्ह ए लगल। संग दिनक
बढ़ि-बढ़ैत गुड़ घाव कहबए लगल। पसरि-पसरि फोँसरी पसरि
सुख-दुख पीड़ रचए लगल। समए संग ससरि-ससरि पेड़-फेंड़
बनबए लगल। जड़ि एक रहितो रहैत फेंड़ जोड़ लगबए लगल।
संगे मोजरि, फुला संगे संग-संग फलो रचए लगल। संगे-संगे संग
चलि आशा फल देखबए लगल। आश बास देखि-देखि तिरपित मन
सिहरए लगल। रक्ता भक्तत बनि पीब पकि पीज निकलए लगल।
छेदि देह पकड़ि मांस खील बनि खिलए लगल। पबिते खील खिल-खिला
राति-दिन टहकए लगल। टहकि-टहकि घुसकि-फुसकि

मासु हार पकड़ए लगल। पीड़ा हारक हू-हू-आ-हूहूआ गरजि-तरंगि निकलए लगल। हारक पीड़ मासु-पीज संग दर्द मन बेदर्द बनल। चिन्हब-पहचिन्ह हराएल देखि हारल-हराएल बेड़बए लगल।

))((

**एकटा बताह**

जे जनकक संतान कहियो कृषि वृत्ति किसान छलाह। कृषि कुशल कहि-कहि दिन-राति मलड़ैत छलाह। भुमकम बाढ़ि रौदीक भार सहि जीवन-यापन करैत छलाह। वेद-बखान नित-प्रतिदिन साँझ-भोर रटैत छलाह। गति समए केर बीच-बीच दोरस हवा उपकए लगल। नव-पुरान बीच-बीच रंग-रूप बदलए लगल। रंग-रूप बीच रंग भेद पनपि-पनपि पनपए लगल। सोहरि-सोहरि उठि-उठि धन-गर्जन करए लगल। साहोर-साहोर मंत्र जपि डंका-ठनका बचए लगल। मानक मान समान लिअए झड़कि-झड़कि झड़कए लगल। कुहरि-कुहरि कलपि-कलपि छाउर-आगि खसए लगल। जेना-जेना आगि मड़िआएल शक्तिम श्रम घटए लगल। घटबी पुरबै पाछू बेहाल रीन-पेंइच फँसए लगल। रीनियाक रीन कुरीन बनि-बनि तरे-तरे घुसकए लगल। पहुँचीसँ बाँहि पकड़ि धोबिया खेल खेलए लगल। दसक दाह सम्हाारि पाबि नै मन-मनतर मथए लगल। जे कहियो मिथि कहाबए क्षीण शक्त्ि कहबए लगल।

))((

## हूसि गेल

हूसि गेल सभ खेल खेलौना हूसि गेल सभ मन-विचार। जीवन संग जिनगी पिछड़ि ससरि गेल इजोत-अन्हाडर। अन्हासरे उपकि अनचिन्ह। अन्हासर केना अधला लगतै। इजोत-अन्होर भेद बिनु बुझने राति-दिन भजए लगलै। जेकरे दिन तेकरे राति रातियेक दिन कहाबए लगलै। दहिना-वामा रंग-सियाही नव-नव शब्द गढ़ए लगलै। जहिना सियाह सियाही बनि हरिअर-लाल कहाबए लगलै। कोरा कागज ऊपर ससरि हारि-जीत लिखए लगलै। ऊपर उठा, उठा ऊपर खेल धोबिया खेलए लगलै। घुमा-घुमा, नचा-नचा घाट धार पटकए लगलै। मडू-अधमडू बना-बना घुमा-घुमा फेकए लगलै। गाड़ीक अगुआ पछुआ पकड़ि जुआ जोति खिंचए लगलै। रंग-बिरंग जुआ बनि-बनि खेल-खेलौना कहबए लगलै। हूसि गेल सभ खेल खेलौना

हारि-हारि मन तड़पए लगलै।

## अखड़ा जिनगी

अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि शुद्ध-अशुद्धक भेद विलीन भेल। शक्ति चढ़ल जहिना शीशा नयन ज्योति बदलि चलि गेल। आशा-आश लगौने मनमे फल-कुफल बदलि केना गेल। नै बूझि समझि नै पेलौं बाटे-घाट बदलि चलि गेल। अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि शुद्ध-अशुद्धक भेद विलीन भेल। जल भरल लोटा अछींजल शक्तिल

क्षीण होइत केना गेल। शक्तिल क्षीण होइत हबाइत अवगुण-गुण बदलि केना गेल। मानि मान ससरि सामान खाली-खाली बनि केना गेल। अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि शुद्ध-अशुद्ध बीच बदलि केना गेल माननै देव नै तँ पाथर जुग-जुगसँ सुनैत एलौं। पाथर बीच देव विराजए
पानि-हवा लुढ़कैत एलौं। उड़ि धरती-अकास बीच उड़ि-उड़ि उड़िआइत गेलौं पूर्बा-पछबा सम्हातरि पाबि नै चिन्हस-पहचिन्हल विसरैत गेलौं। अखड़ा जिनगी सखड़ा बनि-बनि आश-निराश खखराइत पेलौं।

**गीत-**

जेहने शक्तिवक रंग रहै छै, पकिया रंग तेहने धड़ै छै। जेहने शक्तिवक रंग रहै छै। जेहन पकिया रंग रहै छै, देव सिर तेहने चढ़ै छै। जेहन शक्तिकि रंग रहै छै, पकिया रंग तेहने चढ़ै छै। दुनियाँक भँवर जाल बीच, मित्र-इष्टच विड़ले भेटै छै अशिष्टक, इष्ट।, जालमे सोझर ओझर होइत चलै छै जेहने शक्तिइक रंग रहै छै लीलाक तेहने दृष्यि बनै छै।
))((

**गीत-**

खेल खेलौना खेल खेलै छी मने-मन बपहारि कटै छी। खेल खेलौना खेल खेलै छी। एक खेलौना छी मन रंजन दोसर जीवन

धार बहाबै कदम डारि झुलि झूला
जमुना धार महार कहाबए। नै हँसि कानि नै पाबि मन-मरदन करैत रहै छी खेल खेलौना खेल देखै छी मने-मन बपहारि कटै छी।
))((

**गीत-**

संच-मंच रहए कहाँ दइए यार यौ, संचमंच रहए कहाँ दइए मकड़ी फड़ खुआ-खुआ टीक पकड़ि खिंचैत रहैए भजार यौ, संच-मंच रहए कहाँ दइए। चिड़चिड़ी छीट-छीट कखनो ओझरी टीक लगबैए। पोझरी पकड़ि-पकड़ि खेल नाच लगबैए। यार यौ, संच-मंच रहए कहाँ दइए। कहियो रंग कहियो कादो सभपर सभ फेकैए। रंग-सियाही बदलि आँखि दुइर करैए। यार यौ......।
))((

**गीत-**

प्रीतिक रीति कुरीति बनल छै सुबोध सुरीति सुदिन केना पेबै। थाल-कीच घर-दुआर सजल छै फल वृक्ष कल्पी कहिया देखबै। हे बहिना, सुरति केना बदलबै प्रीतिक रीति कुरीति बनल छै सुबोध सुरीति सुदिन केना पेबै। जहर भरल फुफकार छोड़ि-छोड़ि गहुमन-नाग लपकैत रहै छै। करम-भाग मन-मनतर रटि-रटि अगुआ-पछुआ धड़ैत रहै छै। मन-मनुख मानव केना बनबै प्रीतिक रीति कुरीति बनल छै सुरीति सुबोध सुदिन केना पेबै।

))((

**गीत-**

बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल, मीत यौ, बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल। मुँह-दुआरि परदा दहा गेल दहा गेल सभ कुटुम-परिवार हित-अपेछित सेहो भसिया गेल भसि गेल सभ आचार-विचार। बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल मीत यौ, जिनगीक संग जिनगी हरा गेल। गुल्लील डन्टा खेल दहा गेल दहा गेल दुआर दुआरधार
चिन्हआ पहचिन्हद सेहो दहा गेल कखनी घुमतै दुआर-दुआरधार। कानि कलपि केकरा के कहबै अपने बेथे सभ बेथाएल। सुनत केकर के दुख नचारी अपने मनमे सभ बौड़ाएल। मीत यौ, बाढ़िमे सभ किछु दहा गेल।

))((

२



**नवीन कुमार झा "आशा"**

यौ भाई दहेज प्रथाक अंत करू
किछु अवश्य षडयंत्र रचु
कतेक दिन मुँह राखब बंद
कखनो तय करू ऐकर अंत
बेटी भेनाई अभिषाप नै थिक
लक्ष्मीक होय ओ दोसर रूप
ओकर सेहो अछि स्वप्न सजल
दहेजक कीड़ाक करू शिकार
जुनि पालि राखु ई विकार
यौ भाई दहेज प्रथाक अंत करू।
किछु अवश्य षडयंत्र गढु
जँ अहाँ बेटा के गढ़लौ
कि ओहि मे निज स्वार्थ देखलौ
बेटा जँ अछि अहाँक हीरा
तँ बेटी अछि बड़ बहुमूल्य
दूनूक जँ करि वियाह
दहेजक अभहेलना करि यौ भाई
दहेज प्रथाक अंत करू.........................।





**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**शिवकुमार झा 'टिल्लू '**

**कविता-**

**कर्मयोगी**

ने भगता योगी आ ने डलबाह हरखक तरंग नै, नै विपत्तिक आह
पहिलुक दर्शन कहिया भेल नै अछि मोन जहियासँ देखैत छियनि
वएह गंभीर मुस्की .. ककरो उपहास नै ककरो परिहास नै नै
ठोरपर वसन्तक गान नै हिअमे ग्रीष्मँक मसान नेना सभक प्रिय
अध्यीपक कर्मयोगी- अपकल कोना भेलनि पितामह चूकि?
रीतिक कालपुरुखक नाओं- कामदेव!!!
कोनो नै काम भलमानुष निष्कानम तेसर पहरक विझनीक बाद

जगतधात्रीक नित्यक दर्शन तामझामक गाममे रहितो
त्रिपुंडसँ मुक्तत छुच्छेक हाथे तर्पण आब की मंगैत छथि बाबा?
झबरल आंगनमे शक्तिछ सहचरी जाइ रवि-शशिक किरणकेँ
आत्मरसात् करबाक लेल लोक करैछ अनर्गल प्रलाप व्य र्थ
कुटिचालि रचैछ चोरि कऽ आडंवर करैछ तनयक रूपमे ओ दुनू
बाबाक आंगनक श्रवण कुमार ‘‘अचला’’ चंचला बनि देलनि कन्यांक
उपहार दु:खक सोतीमे जखन अकुलाइत छैक मनुक्खब तखन
आस्तिककता जगैछ भूख मुदा! तिरपित बाबा नै करैत छथि
भगवानसँ छल सुरधामे जल मन निरमल.... समाजमे छन्हिर
शीतलताक आह सदेह कवि नै तखन वैदेहीक चाह?
अपने नेपथ्य मे रहि नाटकक कएलनि निर्देशन देसिल वयनाक प्रति
कर्मक गति अर्पण एकाध प्रहसन लिखि अकथ्यप कविता गढ़ि
कतेक आजाद भऽ गेल चिन्हा र मुदा! इजोतक स्त्रो तक पिरही
अन्हूार कोनो नै छन्हि छोह सबहक उत्कनर्ष हुअए यएह आश,
यएह मोह की ब्राह्मण की अछोप की धानुक की गोप सबहक
बाबा...... जे गाछ, छिअए छाहरि वएह उतुंग वएह श्रृंग सिक्क.ठि
हुअए वा नरकटि
स्वीशकार करैए पड़तनि समाजकेँ बाबा सन चेतनशील मनुक्ख केँ
जे संस्कोर लुटाबए सबहक कल्यातणक लेल अन्त र्मनसँ सोहर
गाबए...।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



डॉ॰ शशिधर कुमर, एम॰डी॰(आयु॰) कायचिकित्सा, कॉलेज ऑफ आयुर्वेद एण्ड रिसर्च सेण्टर, निगडी प्राधिकरण, पूणा (महाराष्ट्र) ४११०४४

***आगामी जानकी नवमी / मिथिला दिवस / मैथिली दिवस पर विशेष***

**भजु धरणिसुता**
**(किर्तन)**

भजु धरणिसुता, तनुजा मिथिला,
जय रामलला दशरथ नन्दन ।
जय गौरि महेश, गणेश, विभो,
जय पवनपुत्र मारूति - नन्दन । *
भजु धरणिसुता ……………………।।

तजि लोभ मोह, धरु राम चरण।
तजि भव माया, गहू राम चरण ।
धरु ध्यान सदा मिथिलेश - सुता,
करू राम रमा सादर वन्दन ।
भजु धरणिसुता ……………………।।

सभ कष्ट - क्लेश - सन्ताप हरथि ।
निज भक्तक बेड़ा पार करथि ।
करथि गरल सुधा, कन्दुक-वसुधा,
हिय वन मे करु हुनि अभिनन्दन ।

भजु धरणिसुता ……………………..।।

श्रीराम सिया छथि कण कण मे ।
ओ बसथि सभक अन्तर्मन मे ।
बस ध्यान धरू, सन्धान करू,
करू हुनिकहि मे तन-मन अर्पण ।
भजु धरणिसुता ……………………..।।

**माँ जानकी वन्दना**
**(किर्तन)**

जगत जननी, कमल नयनी, जनक कन्या, सुता धरणी ।
अवध रानी, रमा रश्मि, जनिक आसन कमल नलिनी ।।

जनिक चरणरज पाबि धन्य भेल,
मिथिला केर पावन धरती ।

मिथिलाक मान बढ़ाओल जग मे,
मिथिला केर बनि स्वयं बेटी ।
क्षिति तनया, श्री मिथिलाङ्गिनी, जनक कन्या, सुता धरणी ।
अवध रानी, रमा रश्मि, जनिक आसन कमल नलिनी ।।

सुर नर मुनि गन्धर्व आ किन्नर,
जनिकर महिमा गाबथि ।
सृष्टि मे कखनहु ने श्री बिनु,
श्रीपति पुर्ण कहाबथि ।
माँ वैदेही, श्रीराम संगिनी, जनक कन्या, सुता धरणी ।
अवध रानी, रमा रश्मि, जनिक आसन कमल नलिनी ।।

जन्म लेलन्हि नारी बनि जग मे,
आदर्शहि लेल अर्पित ।
जिनगी बिताओल सघन विपिन मे,
रामहि लेल समर्पित ।
लवक माता, कुशक जननी, जनक कन्या, सुता धरणी ।
अवध रानी, रमा रश्मि, जनिक आसन कमल नलिनी ।।

## किए मैथिलीक आङ्गन उदास लगैए ?

## (गीत)

खन आबि केओ कान मे ई बात पुछैए ।
किए मैथिलीक आङ्गन उदास लगैए ?

किए बैसल छथि मैथिल आराम सँ ?
किए उठइछ ने धधरा हरेक गाम सँ ?
किए दिनहु मे गुजगुज अन्हार लगैए ?
किए मैथिलीक आङ्गन उदास लगैए ?

कतए गेलाह शिवसिंह, विद्यापति, जनक ?
किए पड़ल अछि मन्द आइ माथक तिलक ?
किए मिथिला मे उनटा बसात बहैए ?
किए मैथिलीक आङ्गन उदास लगैए ?

कहू ! कनइछ के बैसल एहि कोन मे ?
की ने बाँचल अछि सिंह एकहु बोन मे ?
किए पीयर सनि खेतक जजाति लगैए ?
किए मैथिलीक आङ्गन उदास लगैए ?





**हए बसन्ती पवन, कने धीरे तोँ चल**

**(गीत)**

हए बसन्ती पवन ! कने धीरे तोँ चल ।
कने धीरे तोँ चल
ने मचा हलचल ।
हए बसन्ती पवन ! कने धीरे तोँ चल ।।

देखू कनइत अछि नगर - नगर,
सिसकैत अछि गाम ।
बनल पावन विदेह,
अपनहि केर गुलाम ।
हे, सुन, सुन गे सरित !
ने तोँ कर छल-छल ।
हए बसन्ती पवन ! कने धीरे तोँ चल ।।

पुज्य जनकक ई धरती,
मशान बनल अछि ।





लोक रहितहुँ जेना ई,
विरान बनल अछि ।
सुन गे कोयली कने !
ने तोँ गा चञ्चल ।
हए बसन्ती पवन ! कने धीरे तोँ चल ।।

जतए गूँजय छल सदिखन,
विद्यापति केर गीत ।
आइ नचइत अछि ताण्डव,
आ गूँजैत अछि चीख ।
शस्य श्यामल ई भूमि,
अछि बनल मरूथल ।
हए बसन्ती पवन ! कने धीरे तोँ चल ।।

उठू मैथिल युवक,
कहू मैथिलीक जय ।
होहु आबहु सतर्क,
करू मैथिलीक जय ।
फूँक शंख रे मधुप !
चल छोड़ शतदल ।
हए बसन्ती पवन ! कने धीरे तोँ चल ।।

**शान्तिक सपूत संग्राम करय**

**(गीत)**

काश्मीर बनय, आसाम बनय ।
शान्तिक सपूत संग्राम करय ।*
नञि दोष हुनिक एहि मे कनिञो,
जँ मिथिला - भू पञ्जाब बनय ।।

हम मैथिल छी - मिथिलाबासी ।
सम अधिकारक छी अभिलाषी ।
जहिना तामिल ओ गुजराती,
तहिना हमहूँ मिथिलाभाषी ।
हमरहु इच्छा, हमरहु मिथिला,
कर्णाटक ओ बङ्गाल बनय ।।

हम माङ्गय छी नञि किछु विशेष,
निज माङ्गय छी अधिकार बेस ।
हमरो प्रगतिक अछि हक ओहिना,
जहिना करइछ आन्हु प्रदेश ।
जञो नञि, तँ दोष हुनिक ने कहब,
यदि क्रान्तिक कतहु मशाल जरय ।।

नञि भीख, अपन अधिकार मङ्गै छी,
कोशी कमला धार मङ्गै छी ।
जल थल नभ मे सञ्चार मङ्गै छी,
शिक्षा रोजी व्योपार मङ्गै छी ।
नञि कहब फेर, जञो आइ एखन,
हर मैथिल, हर विकराल बनय ।।

हर प्रदेश, भारत केर हिस्सा,
सभहक दर्जा एक समान ।
तखन किए केओ अमृत लूटय,
ककरो भेटय विष अपमान ।
नञि फेर कहब - हुनिका सँ केओ,
जञो कोसी कमला लाल बहय ।।

* स्वभाव सँ मिथिलाक सपूत / मैथिल / मिथिलाबासी / मिथलाभाषी शान्तिप्रिय ओ सहनशील होइत अछि । ओ ककरहु सँ अनावश्यक युद्ध नञि चाहैत अछि । इतिहास साक्षी अछि कि मिथिलाक कोन्हु राजा वा कोन्हु व्यक्ति सिर्फ अपन राज्यक सीमाविस्तार वा अपन महत्त्वाकांक्षाक पुर्त्तिक लेल कहियो ककरहु पर अनावशयक युद्ध नञि थोपलक । ओकरा लऽग मे जतबहि भू भाग वा सम्पदा छलै ततबहि मे सन्तुष्ट रहल ।

परन्तु आइ लोक ओकर शान्तिप्रिय ओ सहनशील स्वभाव कैँ गलत स्वरूप मे ग्रहण करैछ । ओकरा आधुनिक राजनैतिक तन्त्र व आन विभिन्न सञ्चार माध्यम सँ बेर बेर उदाहरण देल जाइछ कि "क्या आप तेलंगाना की तरह विरोध प्रदर्शन कर सकते हो ?" ……………… ओकर शान्तिपुर्ण माँग सभ केर प्रति धेआन नञि देब आओर संगहि पुर्ण दमनात्मक कार्यवाही करब सर्वथा अनुचित थिक । ओकरा जबरदस्ती अपन शान्तिपुरण रास्ता कैँ छोड़बाक लेल उकसाएब थिक ।

स्वभाव सँ मिथिलाक सपूत / मैथिल / मिथिलाबासी / मिथलाभाषी एखनहु शान्तिप्रिय ओ सहनशील छथि । तैँ एहि गीतक माध्यमैँ भारत सरकार ओ तथाकथित समाचार व सञ्चार माध्यम सँ

निवेदन जे अपन अनुचित ओ दमनात्मक क्रियाकलाप कैं विराम देथु; गलत जानकारी प्रसारित कए वा जानकारी सभ कैं गलत स्वरूप मे प्रचारित प्रसारित कए मिथिला, मैथिल व मैथिली कैं तोड़बा फोरबाक प्रक्रिया सँ बाज आबथु ।

**कहिया तक शान्ति हो ?**

**(आवाहन गीत)**

शान्ति, शान्ति, शान्ति, शान्ति,
कहिया तक शान्ति हो ?
आबहु तँ मिथिला आ मैथिली ले' क्रान्ति हो ।।

मैथिलीक उत्थान हो,
मैथिलीक सम्मान हो ।
भारत केर नक्शा पर,
मिथिला केर नाम हो ।
शान्ति नञि, शान्ति नञि, क्रान्तिक आह्वान हो ।

आबहु तँ मिथिला आ मैथिली ले' क्रान्ति हो ।।

घर - बाहर सर्वत्र,
मैथिलीक गान हो ।
मैथिलीक मान हो,
मैथिलीक शान हो ।
एहि पुनीत यज्ञ मे, स्वार्थक बलिदान हो ।
आबहु तँ मिथिला आ मैथिली ले' क्रान्ति हो ।।

छलहुँ परतन्त्र, तखन
बातहि किछु आओर छल ।
आब छी स्वतन्त्र, मुदा
तइयो ने बात बनल ।*
आबहु किए भ्रमित छी, दिशा केर ज्ञान हो ।
आबहु तँ मिथिला आ मैथिली ले' क्रान्ति हो ।।

शस्त्र सँ ने क्रान्ति हो,
शास्त्र सँ क्रान्ति हो ।
क्रांति, क्रांति, क्रांति, क्रांति,
चेतनाक क्रान्ति हो ।
एकताक तीर सजो, लक्ष्यक सन्धान हो ।
आबहु तँ मिथिला आ मैथिली ले' क्रान्ति हो ।।





* महान भाषाविद् सर जॉर्ज अब्राहम ग्रियर्सनक अनुसार बिहार केर अन्तर्गत मैथिली एकमात्र एहेन भाषा छल जे वास्तव मे भाषा होयबाक सभ शर्त पूरा करैत छल । ओ मैथिली कें बिहारक राजकाजक भाषा केर रूप मे स्वीकार करबा हेतु तत्कालीन ब्रिटिश सरकार सँ अनुरोध / अनुमोदन कएने छलाह ।

परञ्च ओहि समय भारतक स्वाधीनता संग्राम अपन चरम पर छल आ कहल गेल कि ग्रियर्शन महोदयक उपरोक्त प्रस्ताव फुटकएबाक नीति सँ प्रेरित थिक तेँ नञि मानल जएबाक चाही । मैथिल लोकनि देशहित मे (भारतक हित मे) सहर्ष बिना कोनहु विरोध कें मैथिली लेल जिद्द छोड़ि हिन्दीक प्रचार प्रसार करबाक बात कें स्वीकार कएलन्हि । एहि क्रम मे अंग्रेज लोकनि सँ मित्रता होयबाक बादहु तत्कालीन दड़िभंगा महाराज स्व॰ लक्ष्मीश्वर सिंह देवनागरी (हिन्दी) केर प्रचार बढ़एबाक हेतु निर्देश निर्गत कएलन्हि । एकर मतलब ई कथमपि नञि कि मैथिल लोकनि अप्पन मातृभाषा "मैथिली" कें बिसरि गेलाह । मोन मे रहन्हि जे भारतक स्वाधीनताक बाद मैथिली आ मिथिला कें स्वतः अपन स्थान भेटि जायत ।

अस्तु १५ अगस्त १९४७ ई॰ कऽ देश स्वाधीन भेल । पर





मैथिली केर संग आशाक एकदम्मे विपरीय पुर्ण भेद  भाव कएल गेल । भाषाक आधार पर मिथिला राज्य के कहए अपितु मैथिली केर अस्तित्वहि पर प्रश्न चिन्ह लगाओल गेल, हिन्दीक बोलीक रूप मे घोषित करबाक भरिसक दुष्प्रयास कएल गेल । नहिञे साहित्य अकादमी आ नहिञे आठम अनुसुची मे स्थान देल गेल (जे कि बाद मे कतेकहु संघर्षक बाद भेटल) । एतबहि नञि मैथिली कें तोड़बाक हेतु आ मैथिल कें परस्पर लड़एबाक हेतु नऽव नऽव परिभाषा सभ गढ़ल गेल । मैथिली कें भाषाक अधिकार देमए काल अस्सी मोन पानि पड़ैत छलन्हि परञ्च तिरहुतिया, बज्जिका, अंगिका आदि मैथिलीक बोली सभ कें स्वतन्त्र भाषाक रूप मे परिभाषित कएल गेल । मैथिल लोकनिक देशहित मे कएल गेल काज वा देशभक्तिक ई केहेन पारितोषिक छल, से नहि जानि ??????

**जयति जयति मिथिले**
**(जन्मभूमि स्तुति गीत)**

जय हे !
जयति मिथिला ।

जयति मिथिले ।
जय कवि - कोकिल - अमिय - वाङ्मय,
जयति, जयति मिथिले ।।

जय मिथिला भू तरण तारिणी ।
श्रीसीते निज गर्भ धारिणी ।
नतमस्तक तोरा आगाँ माँ, जन्मभूमि मिथिले ।।

जय शत् सरिते अमिय वाहिनी ।
मिथिला भू जीवन प्रदायिनी ।
अमिय चरणरज माए मैथिलीक, पाबि धन्य गंगे ।।

जय मिथिला धन जन वन उपवन ।
जय मिथिला केर पुज्य हरेक कण ।
बारम्बार करी स्तुति हम, जयति जयति मिथिले ।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**चंदन कुमार झा**

सररा, मदनेश्वर स्थान

मधुबनी, बिहार

**गजल/ कविता/ हाइकू**

**गजल-१**

करेजक घर तँ खोलू कने
सिनेहक ताग जोरू कने
अहिँक हिय-बीच चाही बसै
जगह बसबाक छोड़ू कने

बनल बेरस हमर जीवने
अहिमेँ नेहरस घोरू कने
करय फरियाद "चंदन" सुनू
सजल संबंध जोरू कने
(ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ-दीर्घ+ ह्रस्व-दीर्घ-दीर्घ+ ह्रस्व-दीर्घ)

**गजल-2**

आन्हर बनल सरकार छै लाचार भेल जनता
व्यापार पोषित नीति से कोना केर एतइ समता
गाम भूखल-पेट देशक खेत उसर भेल छइ
बाढ़ि-रौदीक बीच उपजल छइ मात्र दरिद्रता
कल-करखाना शहर मे चलइछ दिन-राति जे
प्रगति के अछि मापदण्ड आ' एकात भेल जनता
गाम जा' बसि रहल शहर जीविका केर जोह मे
महाजन केर ब्याज-तर फुला रहल निर्धनता
ग्राम-वासिनी भारती कियेक गेलीह बसै नगर
कनैत छथि आइ तँइ ई केहन कैलनि मूर्खता
"चंदन" करू आह्वान, स्वराज के एकबेर फेर
हँसतीह एही सँ देश खुशहाल बनत जनता

**गजल-3**

नेहक सूत बान्हि रखलियै करेजक कोन ओकरा
बिसरल नइ भेल जकरा ओ' बिसरि गेल हमरा
जिनगीक बाट जकरे आङ्गुर ध' चलब सिखेलियै
बिचहि बाट में ओ' छोड़ि पड़ायल खसितहि हमरा
कहाँ बचल छै कनियो मोल आब अनमोल-नेहक
सौंसे छै खाली टाकाक पुछ आब लोकक पुछ ककरा
"चंदन" टाका त' छियै हाथक मैल सत्-संबंधक आगाँ
जे नैं बुझैछ ई बात बनैछ तकरे जिनगी फकरा

**गजल-4**

घोघ हुनकर उतरि गेलै
जोत सगरो पसरि गेलै
बहल पुरबा जखन शीतल
हुनक आँचर ससरि गेलै
देखि हुनकहि ठोढ़-लाली
आगि छाती पजरि गेलै
नैन लाजे हुनक झूकल
अटकि हमरो नजरि गेलै
रूप यौवन निरखि "चंदन"
मोन मधुकर मलरि गेलै

I-U-I-I+I-U-I-I

**गजल-5**

जिनगी केर बाट पर काँट सौंसे गाड़ल छै
नियति केर टाट बेढ़ सगरो दफानल छै
माय-बाप,भाय-बन्धु, छै झुठहि संबध सभ
मोह-जाल ओझरायल जिनगी गतानल छै
कनियो जँ ढीठ बनि सुनलक कियो मन के
छूतहर घैल बनल समाजो से बारल छै
लुटि-कुटि जीवन भरि आनल से बाँटि देल
खाली हाथ आब देखि परिजन खौंझायल छै
बुढ़ भेल, दुरि गेल फकरा बनि बैसल छै
"चंदन" कहय केहन दुनिया अभागल छै

**गजल-6**

मूरख बड़ा महान ओ'जे अपना के काबिल बुझै छै
अपन माथक टेटर ठीक्के ककरहु नहि सुझै छै
आनक नीको अधलाह ताकब कबिलताइ कहाबे
अप्पन अधलाहो केर जग मे सबसँ नीक बुझै छै
छह-पाँच नहि किछुओ बुझे नहि मोने कलछप्पन

वि दे ह विदेह Videha বিদেহ विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine বিদেহ প্রথম মৌথিলী পাক্ষিক ৱ 'विदेह' १०४ म अंक १५ अप्रैल २०१२ (वर्ष ५ मास ५२ अंक १०४) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

ऊँच-नीच के भेद ने जाने मूर्ख सबके एक बुझै छै
छल-प्रपंच आ राग-द्वेष तऽ काबिल केर गहना छी
चलैत बाट तइँ ओकरे सभ के भिखमंगो लुझै छै
पर-उपकारे लीन रहै जे सैह अछि अस्सल ज्ञानी
"चंदन" असली ज्ञानी जगमे ओ' जे नहि खूब बुझै छै

**गजल-7**

शब्द संग खेलाएब हमरा नीक लगैत अछि
शब्दहि ओझराएब हमरा नीक लगैत अछि
मोनक चिनबार पर छी रान्हैत जे मीठ-तीत्त
भावहि से झोराएब हमरा नीक लगैत अछि
सुखक-गीत दुखक-टीस जिनगीक कथा-ब्यथा
जगभरि सुनाएब हमरा नीक लगैत अछि
सुरूजक किरीण चढ़ी स्वर्ग केर विहार करी
धरती में लोटाएब हमरा नीक लगैत अछि
विहग-गीत गाबय छी आ' विरहनि सुनाबै छी
"चंदन" ई बौराएब हमरा नीक लगैत अछि

**गजल-8**

कौआ कूचरल भोरे अँगना साँझ परैत औथिन्ह सजना

छम-छम-छम-छम पायल बाजे खनकि उठल कंगना
सासुक बोली लगैए पियरगर ननदि बनल बहिना
गम-गम-गमकय तुलसीक चौरा चानन सन अँगना
रचि-रचि साजल रूप मनोहर कत'बेर देखल ऐना
टिकुली-काजर जुट्टी-खोपा नवका-नुआ चमकय गहना
पहिलहि साँझ बारल दीप-बाती जगमग घर-अँगना
उगल चान असमान हृदय मे उठल विरह वेदना
सेज सजौने बाट तकैत छी एताह कखन घर सजना
"चंदन" सजनी गुनधुन बैसलि की मांगब मुँह बजना

**गजल-9**

हमरा इजोते सँ लगइत अछि आब डर
चुप भेल तैँ बइसल छी हम अन्हार घर
नहि मोन अछि हमरा नाम आ' परिचय
अनजान छी संसार मे तैँ घुमैत छी निडर
तकैत अछि लोक नाम मे पहचान लोक के
गुण-शीलक आब समाज मे छै कहाँ मोजर
संबंध नहि जकरा सँ बनल सैह समांग
तोड़लक भरोस ओ' भरोसे छलहु जकर
"चंदन" जगके रीति ओझराउ नहि जिनगी

सुनू खबरदार ! हरदम रहू बेखबर

**गजल-10**

पुनिमक राति केर चान सन चमकैत छी अहाँ
अँगना केर तुलसी चौरा सन गमकैत छी अहाँ
कखनहु मायक ममता बनि झहरैत छी अहाँ
कखनहुँ आगिक धधरा सन धधकैत छी अहाँ
कखनहु संगी-बहिनपा बनि हँसबैत छी अहाँ
कखनहुँ जीवन संगिनी बनि बुझबैत छी अहाँ
कखनहु अबला के रूप धरी फकरैत छी अहाँ
कखनहु काली केर रूप धरी डरबैत छी अहाँ
कखनहु प्रेमक मुरति बनि सिखबैत छी अहाँ
"चंदन" नारी केर रूप अनेक देखबैत छी अहाँ

**गजल-11**

नहि फुरैछ हमरा आब प्रेम गीत
अंतर नहि किछुओ हारि हो वा जीत
टकटकी लगौने रहैत छी राति-भरि
सपनो नहि आबय केयो मनमीत
श्मशान बनल अछि करेज हमर

पैसत के एहिमे सभ क्यो भयभीत
जीवैत छी मुदा बैसल छी मुर्दाघर
मुर्दा संग जीवन करैत छी ब्यतीत
"चंदन" जीवने सँ लगैछ आब डर
मृत्यु सँ हमरा अछि भऽगेल पिरीत

**गजल-12**

चलू एकबेर फेर रंगमंच सजाबी
बहुरूपिया-रूप धरी आ नाच देखाबी
दुनिया बरू बूझत बकलेले हमरा
हमरा अछि सख जे दुनियाके हँसाबी
सुन्दर अभिनेता त' जगभरि भेटय
हमर मोन जे पाठ लेबराक खेलाबी
दुनिया के रंगमंच जे लागैछ निरस
आउ एकरा जीवन-रस बोर डुबाबी
"चदन" ई जे गुमसूम बैसल जीवन
चलू अपने पर हँसि एकरा हँसाबी

**२**

**कविता**

*आकाशवाणीक दरभंगा केन्द्र सँ दिनांक १०-०३-२००४ के तरुण-कुसुम कार्यक्रम मे प्रसारित*

**फेर हेतइ भोर**

होइत छैक साँझ जखन
मद्धिम भऽ जाइत छैक सूर्यक प्रकाश
लाल भऽ जाइत छैक पच्छिम भर आकाश
चिड़ै सभ जाय लगैत अछि अपना-अपना आवास
बंद भऽ जाइत छैक कुसुमित कमल
बंद भऽ जाइत अछि ताहि मे भ्रमर ।

एतबहि मे भऽ जाइत छैक अन्हार
भऽ जाइत छैक सभ चीज अनचिन्हार
सूति रहैत अछि थाकल संसार
मुदा, सूतैत नहि अछि भ्रमर ।

सोचैत अछि भ्रमर-
फेर हेतइ भोर
फेर पसरतइ चहुँदिश सूर्यक प्रकाश

फेर हेतइ लाल पुरबक आकाश
चिड़ै छोड़त फेर अपन आवास
नहि रहतइ कतहु अन्हार
जागत ई संसार
फेर फुलेतइ कमल,आ' ताहि पर नाचत ओ "भ्रमर" ।

३

**हाइकू**

सगरो शांत
गुमकी पसरल
आकुल मन ।

निःशब्द वन
चिड़ैक फर्र-फर्र
चुप्पी तोड़ल ।

उठलै बिर्ड़ो
प्रलय मचाओल
संकटे प्राण ।

क्षत-विक्षत
धरती खसलय
चिड़ैक खोँता ।

अंडा टूटल
उजरल दुनिया
मोन उदास ।

सोचि-बिचारि
धरती उतरल
खर बिछैले ।

नवका खोँता
चिडैक चहकब
नव लगैए ।

हाइकू (राम-कथा)

चैत्र-नवमी
अवध नगर मे
रामक जन्म ।

मिथिला भुमि
धनुष के तोड़ल
सिया विवाह ।

दू वरदान
मंगलथि कैकेयी
दशरथ सँ ।

राजा भरत
रामक वन्वास
सगरो शोक ।

स्वर्णक मृग
मोहित मन सीता
पकरू राम ।

पर्णकुटी सँ
वैदेही हरलक
रावण दुष्ट ।

किष्किंधा देश

सुग्रीव के ताड़ल
बालि मारल ।

ताकय सीता
चलल चहुँओर
वानर सेना ।

सागर-पार
कपीश हनुमान
लंका जारल ।

पाथर डारि
नल-नील दू भाई
बान्हल सेतु ।

कुंभकरण
रावण के मारल
जीतल लंका ।

घुमला राम
अवध नगरिया





रामहि राज ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१.

वनीता कुमारी

राजनाथ मिश्र

चित्रमय मिथिला स्लाइड शो

चित्रमय मिथिला (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

२.

उमेश मण्डल

मिथिलाक वनस्पति स्लाइड शो

मिथिलाक जीव-जन्तु स्लाइड शो

मिथिलाक जिनगी स्लाइड शो

मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव जन्तु/ मिथिलाक जिनगी (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

 

(वर्ष ५ मास ५२ अंक १०४) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

**१. मोहनदास (दीर्घकथा):*लेखक: उदय प्रकाश (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)***

**मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)**

**मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)**

**मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)**

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

**छिन्नमस्ता**

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेडक देश-भ्रमण** .मंगलेश डबराल- हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद विनीत उत्पल

मंगलेश डबराल- हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद

विनीत उत्पल

१

**बेर-बेर कहैत छलहुं हम**

जोर सं नहि मुदा
बेरे-बेर कहैत छलहुं हम अप्पन गप
ओकर सभटा दुर्बलताक संग
कोनो उम्मीद मे बताबैत छलहुं निराशा
विश्वास व्यक्त करैत छलहुं बिना
आत्मविश्वासक





लिखैत आ काटैत जाइत छलहुं ई वाक्य
जे चीज अप्पन सबसे खराब दौर सं गुजरि
रहल अछि
बिखरल कागज के संभारैत छलहुं
धुरा पौछैत छलहुं
उलटैक-पलटैत छलहुं किछु क्रिया के
अहिने जेना भेल, होयत रहल
ऐना हेबाक चाहि, भऽ सकैत छल
हेतियै ते की हेतियै।

*(1994 मे रचित)*

---------

२

**दिल्ली मे एकटा दिन**

ओहि छोट सन शहर मे एकटा भोर
वा सांझ वा कोनो छुट्टिक दिन
हम देखलहुं गाछक जड़
मजबूत सं धरती के पकड़ल रहैत
हवा छल जेकर चलहि सं आबो एकटा
रहस्य बचल छल



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सुनसान सड़क पर
एकाएक कियो प्रकट भऽ सकैत छल
आबि सकैत छल कोनो दोस्तक आवाज
कनि कालक बाद
अहि छोट सन शहर मे आयलहुं
शोर कालिख पसीना आ लालचक पैग शहर।

*(1994 मे रचित)*

बालानां कृते

बाल गजल  चंदन कुमार झा  डॉ॰ शशिधर कुमर “विदेह”-नेनपन (बालगीत)

बाल गजल

**चंदन कुमार झा**

**सरसा, मदनेश्वर स्थान**

**मधुबनी, बिहार**

**बाल-गजल-1**

बुच्ची पहिरलक सोन गहना,
बौआके डाँर झूले लाल फुदना ।

साजि-राजि दूनू गेला मेला देखऽ,
हाथ मे पाइ छलै बारह अना ।

मुरही-कचरी, आ' बतासा-लड्डू
रंग-विरंग किनलक फुकना ।

झूललक झूला नाच देखलक,
"चंदन" घुमल घर सोना-चना ।

**बाल-गजल-2**

साँझ परल, बैसि पिपर पर चिड़ै करय पंचैती,
सूगा-मैना ब्याह रचाओत बगुला करय घटकैती ।

फुदकि-फुदकि के फुद्दी नाचय फेर हेतै वनभोज,
कौआ पिजबैछ लोल कोइली गाबि रहल छइ चैती ।

बगरा-परबा अपस्याँत अछि इंतजाम मे लागल,
डकहर बैसल सोचि रहल कोना हेतै कुटमैती ।

पोरकी पिपही बजा रहल छै टिटही पिटै ढोलक,
मोर नचैछै ता-ता-थैया "चंदन" अद्भुत ई कुटमैती ।

**बाल-गजल-3**

नवका कुर्ती नवके सलवार
पहिर कय बुच्ची भेल तैयार

ललका फीताक गुहलक जुट्टी
बाजे रुनझुन पायल झन्कार

हाथक बाला खन-खन-खनके
टम-टम चढि के गेल बजार

ढोलक-पिपही आ तमाशा-नाच
सूनल देखल हरख अपार

बाबाक हाथ पकड़ि कए बुच्ची
प्रमुदित घुमय हाट-बजार

२



**डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह"**

**मिथिलाक धिया**
**(बाल कविता)**

हऽम धिया मिथिला मैथिल केर,
मैथिली हम्मर नाम ।
हमही जानकी, हम वैदेही,
सीता हमरहि नाम ।।

भारतवर्षक पूब दिशा मे,
मिथिला हम्मर गाम ।
संग नेपालक पूब ओ दक्षिण,
हमरहि बास सुठाम ।।

कहियो हम मिथिलाक माटि पर,
ज्ञानक दीप जरओने छी ।
की मिथिला ? सौंसे भूतल कें,
हम विज्ञान सिखओने छी ।।

हमही कहियो छलहुँ गार्गी,
हमही मैत्रेयी बनलहुँ ।
मण्डन शंकर वाग्युद्ध केर,
सूत्रधार हमही बनलहुँ ।।

ब्रम्हज्ञान लौकिक - परलौकिक,
हम भामति, सञ्चित कयलहुँ ।

पर की भेल ? आइ हमरा अहँ,
शिक्षा सञो वञ्चित कयलहुँ ।।

एहनो दिवस रहल जहिया,
नञि चिट्ठी - पत्री हम जानी ।*
मिथिला केर बेटी बनि कऽ,
हम खुशी मनाबी, वा कानी ।।

एखनहु बड़ - बड़ गप्प हँकै छी,
धिया सिया कहि पड़तारी ।
पर की अतबहि अछि दुलार,
की अतबहि केर हम अधिकारी ??

तिलकक नाँव सँ हक्कन कनै छी,
छी सत्ते ई महामारी ।
पर बाबू ! की कहियो सोचल,
अपने केर की जिम्मेदारी ??

की अपनेक ई सोच उचित,
जे बेटी अनकहि घर जयतीह ?**
पढ़ा - लिखा कऽ की होयत,
जँ कमा खटा अनकहि देतीह ??**





(वर्ष ५ मास ५२ अंक १०४) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

अनकर दोष कहू हम की,
जँ अपनहि लोकक सोच एहेन ।
गप्पक छुच्छ दुलारहि की,
जँ व्यवहारहि मे भोंक एहेन ??

सोचू कक्का ! अपनहु घर मे,
कहियो तँ अनकहि धी अओतीह ।
जँ अनकहु सोच अहीं सन हो,
तँ भौजी पढ़ल कोना अओतीह ??

छी किछु लोक तँ आओरो बढ़ि कऽ,
तथाकथित सज्जन समाज ।
कोखि मे खेलैत अपनहि धी केर,
वध करैछ, सरिपहु ने लाज ।।

हमरहु इच्छा दुनिञा देखी,
आ दुनिञा केर संग बढ़ी चली ।
हमरहु इच्छा खेली कूदी,
आ संगहि संग हम पढ़ी लिखी ।।

मुट्ठी भरि मैथिल ललना केर,

नाँव गना जुनि बहटारू ।
अपन हृदय सँ अपनहि पूछू,
मूँह घुमा, जुनि गप्प टारू ।।

* सन्दर्भ देखू श्री ''अक्कू'' जीक गीतक पाँती
सखी पिया कँ पत्र आइ हम, कोना कऽ लिखबै हे ?
ककरा सँ अ आ क ख ग ङ सिखबै हे ?
..........................................................
पाँचे बरष सँ फुलडाली लए, तोड़ब सिखलहुँ फूल अरहूल ।
जानी ने हम चिट्ठी - पत्री, छी बेटी मिथिला केर मूल ।

** ई विचार हमर अप्पन नञि थिक, परञ्च अपनहि मैथिल समाजक देन थिक । केओ गोटे जखन अपन बेटी कँ इन्जिनियरिंग केर पढ़ाई केर लेल पठाए रहल छलाह तँ हुनिकहि किछु सम्माननीय सर सम्बन्धीक ई कटाक्ष स्वर छलन्हि । सभसँ दुखक बात जे ई स्वर अपन समाजक मुर्ख अशिक्षित लोकनिक नञि अपितु किछु अति विद्वान् प्रतिष्ठित लोकनिक छलन्हि ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥






९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ॠषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मन् ब्राह्मणो ब्रह्मवर्चसी जायतामा राष्ट्रे राजन्यः शुरेऽइषव्योऽतिव्याधी महारथो जायतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरन्धिर्योवा जिष्णू रथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजमानस्य वीरो जायतां निकामे-निकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलवत्यो नऽओषधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड़्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरेँऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोंढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरन्धिर्योवा- पुरन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योंवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

## 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

## 8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.) Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

English to Maithili
Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

